ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' ८६ म अंक १५ जुलाइ २०११ (वर्ष ४ मास ४३ अंक  ८६)

वि दे ह *विदेह Videha* विदेह **http://www.videha.co.in** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script

Roman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*ऐ अंकमे अछि:-*

३.८.जवाहर लाल कश्यप

४. **मिथिला कला-संगीत-** १.ज्योति सुनीत चौधरी

२.श्वेता झा (सिंगापुर) ३.गुंजन कर्ण 

-

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

६. बालानां कृते-विनीत उत्पल- गुटू रानी

–

७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH

8.1.1.The Comet -GAJENDRA THAKUR translated by Jyoti Jha chaudhary

8.1.2.The_Science_of_Words- GAJENDRA THAKUR translated by the author himself

8.1.3.On_the_dice-board_of_the_millennium- GAJENDRA THAKUR translated by Jyoti Jha chaudhary

8.1.4.NAAGPHANS (IN ENGLISH)- SHEFALIKA VERMA translated by Dr. Rajiv Kumar Verma and Dr. Jaya Verma

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

Videha Radio

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for

best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

१. संपादकीय
२. १.
३. मैथिली कथा संग्रह सभमे १.रमेश नारायणक ''पाथरक नाव'' २. विनोद बिहारी वर्माक ''बलानक बोनिहार ओ पल्लवी (तथा अन्य कथा)'' ई दुनू कथा संग्रह अपन किछु खास विशिष्टताक कारण विशेष स्थान रखैत अछि।

४. रमेश नारायणक "पाथरक नाव" १९७२ ई. मे उपासना प्रकाशन, ९०, श्रीकृष्णानगर, पटना-१ सँ छपल। विनोद बिहारी वर्माक "बलानक बोनिहार ओ पल्लवी (तथा अन्य कथा)" १९९४ ए. मे मैथिली प्रतिभा. एल.एफ. १/३, युनिट-३, कोहाउसिङ्ग कालोनी, भुवनेश्वर-७५१००१ सँ छपल।

५. **रमेश नारायणक "पाथरक नाव"**

६.

७. रमेश नारायण अपन कथा-संग्रहक समर्पण करै छथि ---अथाहो पानिमे ऐना जकाँ झलकैत/ अपना गामक ओहि थाल-कादोकेँ,/ जाहिमे हमरे लेल/ एक गोट रक्तकमल/ जनमि कए फुलेबाक हमर आस/ अटकल अछि.... आ अपना दिससँ कहै छथि- इएह, जे/ एहि संग्रहक कतेको कथा आकाशवाणीक पटना केन्द्रसँ प्रसारित अछि,/ तैं आकाशवाणीक सौजन्यों सँ।

८.

९. ऐ कथा संग्रहमे ई सभ कथा संकलित अछि:- १.ठेहियायल मोन घुमाओन बाट, २.काजरक रेख, ३.आँजुर भरि नोर, ३.काँच निन्न टुटैत स्वप्न, ४.सइँतल सेज निहुँछल निन्न, ५.तेजि गेल बिदेस..., ६.काँट कुसक छाहरि, ७.एक पोस्टकार्ड: सरोजिनी आ' हम ८.चीरल पन्ना जोड़ल पाँती।

१०. **विनोद बिहारी वर्माक "बलानक बोनिहार ओ पल्लवी (तथा अन्य कथा)"**

११. विनोद बिहारी वर्मा अपन कथा-संग्रहक समर्पण करै छथि:- बहु विद्या विद् / पूज्य लाल भाइ,/ डा. ब्रज किशोर वर्मा "मणिपद्म" क/ पुण्य स्मृतिमे/ श्रद्धापूर्वक समर्पित- विनोद। ऐ संग्रहमे १४ टा कथा अछि जइमे सँ ३ टा कथा *मिथिला मिहिर* मे छपल छल आ ११ टा कथा *वैदेही* मे। ऐ कथा संग्रहमे ई सभ कथा संकलित अछि:- १.

बलानक बोनिहार ओ पल्लवी, २. कुन्ती, कर्ण ओ परशुराम, ३.सुलोचनाक चटिसार, ४. साहेब, ५. ब्रह्मा-बिसुन-राति, ६.हम पान खेलहुँ, ७.फूलक कथा, ८.अन्तर्मुखी बसुन्धरा, ९. काशक फूल, १०. माछक पिकनिक, ११.जीवन-नाओ, १२.कापुरुष, १३.गोनौर-बाबू, १४.आकाश-फूल

१२. २

१३. दिनांक ९ जुलाइ २०११ कँ सायं ४.४५ बजेसँ राति ७.४५ बजे धरि विदेह द्वारा आयोजित पहिल "समानांतर साहित्य अकादेमी" मैथिली कवि सम्मेलन २०११- निर्मली (जिला सुपौल) सम्पन्न भेल। साहित्य अकादेमी द्वारा आयोजित कोलकाता मैथिली कवि सम्मेलन मे २१म शाताब्दीक पहिल दशकक सर्वश्रेष्ठ मैथिली कविता संग्रह "अम्बरा"क लेखक राजदेव मंडल आन श्रष्ठ कविकें नै बजाओल गेल आ ने कोनो सूचना देल गेल। साहित्य अकादेमीक प्रवेश निषेधक ऐ कृत्यक सुधार लेल विदेह द्वारा पहिल "समानांतर साहित्य अकादेमी" मैथिली कवि सम्मेलन २०११" दिनांक ०९ जुलाइ २०११ कँ निर्मली (जिला सुपौल) मे असर्फी दास साहू समाज महिला इन्टर महाविद्यालय परिसर (निर्मली- जिला सुपौल वार्ड नम्बर ७) आयोजित कएल गेलन । ऐ मे ककरो प्रवेष निषेध नै छल। समारोहक उद्घाटन हरिनारायण कामत आ श्री रामजी मण्डल द्वारा दीप प्रज्वलित कऽ कएल गेल। समारोहक अन्तमे श्री राजदेव मण्डलक २०१० ई. मे प्रकाशित कविता संग्रह “अम्बरा”, जे २१म शताब्दीक पहिल दशकक सर्वश्रेष्ठ मैथिली कविता संग्रह मानल जा रहल अछि, क लोकार्पण सम्मिलित रूपेँ ६ गोटे (डॉ. बचेश्वर झा, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री रामजी प्रसाद मण्डल, श्री रौशन कुमार गुप्ता, श्री हरिनारायण कामत, श्री नन्द विलास राय) द्वारा सम्पन्न भेल। ऐ काव्य संध्यामे कविता पाठ केलन्हि- १.श्री राधाकान्त मण्डल (स्वागत गीत), २. उमेश पासवान (गेलहे घर छी,

हाल, कबाड़ी), ३. श्री रामकृष्ण मण्डल छोटू (माइ), ४. श्री रामदेव प्रसाद मण्डल "झाड़ूदार" (५ टा गीत), ५. श्री नन्द विलास राय (इन्दिरा आवास), ६.श्री कपिलेश्वर साहु (कोसी), ७.श्री रामविलास साहु (३ टा कविता), ८. श्री उमेश मण्डल (२ टा कविता), ९. श्री राजदेव मण्डल (३ टा कविता), १०. श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (२ टा कविता)। सभ कविताक बाद कवितापर टुटप्पी समीक्षा सेहो भेल। कवि-सम्मेलनक अध्यक्षता श्री डॉ. बचेश्वर झा केलनि आ कार्यक्रमक संचालन श्री दुर्गानन्द मण्डल केलनि।

१४. ऐ कवि सम्मेलनक विशेषता ई रहल जे ऐ इलाकामे ऐ तरहक कार्यक्रम पहिले बेर आयोजित भेल, से श्रोता लोकनिक कहब छलन्हि। मुख्य अतिथि श्री जगदीश प्रसाद मण्डल कार्यक्रम बीचमे कहलनि जे ऐ कार्यक्रमक एतेक हलतलबीमे आयोजित करबाक कारण ई भऽ गेल जे आइ साहित्य अकादेमी द्वारा कोलकातामे मैथिली कवि गोष्ठी कराओल जा रहल अछि, जे हमरा सभक लेल लाजिमीक बात थिक जे हमरा-अहाँक गाममे होमएबला कार्यक्रम कोलकातामे होइए आ हमरा-अहाँकेँ बुझलो नै अछि। लोक ईहो कहलनि जे आइ धरि कार्यक्रमक सभक संचालन हिन्दीमे होइ छल, ई पहिल बेर भेल अछि जे कोनो कार्यक्रमक संचालन ऐ इकाकामे मैथिलीमे भेल।

१५. सूचना: विदेह द्वारा २०१२ क जनवरी-फरवरी मासमे पहिल " विदेह मैथिली नाट्य महोत्सव २०१२" आयोजित कएल जाएत, संयोजक रहताह श्री बेचन ठाकुरजी। स्थान-समयक जानकारी बादमे देल जाएत।

१६. ३

१७. विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान (मैथिली)

१८. १.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११

१९. २०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)
२०. २०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)
२१. **२.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२**
२२.
२३. २०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (गामक जिनगी, कथा संग्रह)
२४. २०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)
२५. २०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (कलह, नाटक)
२६. २०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (पद्मा नदीक माझी, बांग्ला- माणिक वन्दोपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)
२७.
२८. ***नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सदस्यता*** *(नेपाल देशक भाषा-साहित्य, दर्शन, संस्कृति आ सामाजिक विज्ञानक क्षेत्रमे सर्वोच्च सम्मान)*
२९.
३०. **नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सदस्यता**
३१. श्री राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' (2010)
३२. श्री राम दयाल राकेश (1999)
३३. श्री योगेन्द्र प्रसाद यादव (1994)
३४.
३५. **नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान मानद सदस्यता**
३६. स्व. सुन्दर झा शास्त्री
३७.
३८. **नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान आजीवन सदस्यता**
३९. श्री योगेन्द्र प्रसाद यादव
४०.





४१. **फूलकुमारी महतो मेमोरियल ट्रष्ट काठमाण्डू,** नेपालक सम्मान

४२. *फूलकुमारी महतो **मैथिली साधना सम्मान** २०६७* - मिथिला नाट्यकला परिषदकेँ

४३. *फूलकुमारी महतो **मैथिली प्रतिभा पुरस्कार** २०६७* - सप्तरी राजविराजनिवासी *श्रीमती मीना ठाकुरकेँ*

४४. *फूलकुमारी महतो **मैथिली प्रतिभा पुरस्कार** २०६७* -बुधनगर मोरङनिवासी *दयानन्द दिग्पाल यदुवंशीकेँ*

४५.

४६. **साहित्य अकादेमी फेलो- भारत देशक सर्वोच्च साहित्य सम्मान (मैथिली)**

४७.

४८.

४९. **१९९४-**नागार्जुन (स्व. श्री वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" १९११-१९९८ ) , हिन्दी आ मैथिली कवि।

५०. **२०१०-** चन्द्रनाथ मिश्र अमर (१९२५- ) - **मैथिली साहित्य लेल।**

५१.

५२. **साहित्य अकादेमी भाषा सम्मान** ( क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य आ गएर मान्यताप्राप्त भाषा लेल):-

५३.

५४. **२०००- डॉ. जयकान्त मिश्र** (क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य लेल।)

५५. **२००७- पं. डॉ. शशिनाथ झा** (क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य लेल।)

५६. **पं. श्री उमारमण मिश्र**

५७.

५८. **साहित्य अकादेमी पुरस्कार- मैथिली**

५९.

६०.

६१. १९६६- यशोधर झा (मिथिला वैभव, दर्शन)

६२. १९६८- यात्री (पत्रहीन नग्न गाछ, पद्य)

६३. १९६९- उपेन्द्रनाथ झा "व्यास" (दू पत्र, उपन्यास)

६४. १९७०- काशीकान्त मिश्र "मधुप" (राधा विरह, महाकाव्य)

६५. १९७१- सुरेन्द्र झा "सुमन" (पयस्विनी, पद्य)

६६. १९७३- ब्रजकिशोर वर्मा "मणिपद्म" (नैका बनिजारा, उपन्यास)

६७. १९७५- गिरीन्द्र मोहन मिश्र (किछु देखल किछु सुनल, संस्मरण)

६८. १९७६- वैद्यनाथ मल्लिक "विधु" (सीतायन, महाकाव्य)

६९. १९७७- राजेश्वर झा (अवहट्ठ: उद्भव ओ विकास, समालोचना)

७०. १९७८- उपेन्द्र ठाकुर "मोहन" (बाजि उठल मुरली, पद्य)

७१. १९७९- तन्त्रनाथ झा (कृष्ण चरित, महाकाव्य)

७२. १९८०- सुधांशु शेखर चौधरी (ई बतहा संसार, उपन्यास)

७३. १९८१- मार्कण्डेय प्रवासी (अगस्त्यायिनी, महाकाव्य)

७४. १९८२- लिली रे (मरीचिका, उपन्यास)

७५. १९८३- चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" (मैथिली पत्रकारिताक इतिहास)

७६. १९८४- आरसी प्रसाद सिंह (सूर्यमुखी, पद्य)

७७. १९८५- हरिमोहन झा (जीवन यात्रा, आत्मकथा)

७८. १९८६- सुभद्र झा (नातिक पत्रक उत्तर, निबन्ध)

७९. १९८७- उमानाथ झा (अतीत, कथा)

८०. १९८८- मायानन्द मिश्र (मंत्रपुत्र, उपन्यास)

८१. १९८९- काञ्चीनाथ झा "किरण" (पराशर, महाकाव्य)

८२. १९९०- प्रभास कुमार चौधरी (प्रभासक कथा, कथा)

८३. १९९१- रामदेव झा (पसिझैत पाथर, एकांकी)

८४. १९९२- भीमनाथ झा (विविधा, निबन्ध)

८५. १९९३- गोविन्द झा (सामाक पौती, कथा)

८६. १९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)

८७. १९९५- जयमन्त मिश्र (कविता कुसुमांजलि, पद्य)

८८. १९९६- राजमोहन झा (आइ काल्हि परसू, कथा संग्रह)

८९. १९९७- कीर्ति नारायण मिश्र (ध्वस्त होइत शान्तिस्तूप, पद्य)

९०. १९९८- जीवकान्त (तकै अछि चिड़ै, पद्य)

९१. १९९९- साकेतानन्द (गणनायक, कथा)

९२. २०००- रमानन्द रेणु (कतेक रास बात, पद्य)

९३. २००१- बबुआजी झा ''अज्ञात'' (प्रतिज्ञा पाण्डव, महाकाव्य)

९४. २००२- सोमदेव (सहस्त्रमुखी चौक पर, पद्य)

९५. २००३- नीरजा रेणु (ऋतम्भरा, कथा)

९६. २००४- चन्द्रभानु सिंह (शकुन्तला, महाकाव्य)

९७. २००५- विवेकानन्द ठाकुर (चानन घन गछिया, पद्य)

९८. २००६- विभूति आनन्द (काठ, कथा)

९९. २००७- प्रदीप बिहारी (सरोकार, कथा)

१००. २००८- मत्रेश्वर झा (कतेक डारि पर, आत्मकथा)

१०१. २००९- स्व.मनमोहन झा (गंगापुत्र, कथासंग्रह)

१०२. २०१०-श्रीमति उषाकिरण खान (भामती, उपन्यास)

१०३.

१०४. **साहित्य अकादेमी मैथिली अनुवाद पुरस्कार**

१०५. १९९२- शैलेन्द्र मोहन झा (शरतचन्द्र व्यक्ति आ कलाकार-सुबोधचन्द्र सेन, अंग्रेजी)

१०६. १९९३- गोविन्द झा (नेपाली साहित्यक इतिहास- कुमार प्रधान, अंग्रेजी)

१०७. १९९४- रामदेव झा (सगाइ- राजिन्दर सिंह बेदी, उर्दू)

१०८. १९९५- सुरेन्द्र झा "सुमन" (रवीन्द्र नाटकावली- रवीन्द्रनाथ टैगोर, बांग्ला)

१०९. १९९६- फजलुर रहमान हासमी (अबुलकलाम आजाद- अब्दुलकवी देसनवी, उर्दू)

११०. १९९७- नवीन चौधरी (माटि मंगल- शिवराम कारंत, कन्नड़)

१११. १९९८- चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" (परशुरामक बीछल बेरायल कथा- राजशेखर बसु, बांग्ला)

११२. १९९९- मुरारी मधुसूदन ठाकुर (आरोग्य निकेतन- ताराशंकर बंदोपाध्याय, बांग्ला)

११३. २०००- डॉ. अमरेश पाठक, (तमस- भीष्म साहनी, हिन्दी)

११४. २००१- सुरेश्वर झा (अन्तरिक्षमे विस्फोट- जयन्त विष्णु नार्लीकर, मराठी)

११५. २००२- डॉ. प्रबोध नारायण सिंह (पतझड़क स्वर- कुर्तुल ऐन हैदर, उर्दू)

११६. २००३- उपेन्द दोषी (कथा कहिनी- मनोज दास, उड़िया)

११७. २००४- डॉ. प्रफुल्ल कुमार सिंह "मौन" (प्रेमचन्द की कहानी-प्रेमचन्द, हिन्दी)

११८. २००५- डॉ. योगानन्द झा (बिहारक लोककथा- पी.सी.राय चौधरी, अंग्रेजी)

११९. २००६- राजनन्द झा (कालबेला- समरेश मजुमदार, बांग्ला)

१२०. २००७- अनन्त बिहारी लाल दास "इन्दु" (युद्ध आ योद्धा- अगम सिंह गिरि, नेपाली)

१२१. २००८- ताराकान्त झा (संरचनावाद उत्तर-संरचनावाद एवं प्राच्य काव्यशास्त्र-गोपीचन्द नारंग, उर्दू)

१२२. २००९- भालचन्द्र झा (बीछल बेरायल मराठी एकाँकी- सम्पादक सुधा जोशी आ रत्नाकर मतकरी, मराठी)

१२३. २०१०- डॉ. नित्यानन्द लाल दास ( "इग्नाइटेड माइण्ड्स" - मैथिलीमे "प्रज्वलित प्रज्ञा"- डॉ.ए.पी.जे. कलाम, अंग्रेजी)

१२४.

१२५. **साहित्य अकादेमी मैथिली बाल साहित्य पुरस्कार**

१२६. २०१०-तारानन्द वियोगीकेँ पोथी "ई भेटल तँ की भेटल" लेल

१२७.

१२८. **प्रबोध सम्मान**

१२९. प्रबोध सम्मान 2004- श्रीमति लिली रे (1933- )

१३०. प्रबोध सम्मान 2005- श्री महेन्द्र मलंगिया (1946- )

१३१. प्रबोध सम्मान 2006- श्री गोविन्द झा (1923- )

१३२. प्रबोध सम्मान 2007- श्री मायानन्द मिश्र (1934- )

१३३. प्रबोध सम्मान 2008- श्री मोहन भारद्वाज (1943- )

१३४. प्रबोध सम्मान 2009- श्री राजमोहन झा (1934- )

१३५. प्रबोध सम्मान 2010- श्री जीवकान्त (1936- )

१३६. प्रबोध सम्मान 2011- श्री सोमदेव (1934- )

१३७.

१३८. **यात्री-चेतना पुरस्कार**

१३९.

१४०. २००० ई.- पं.सुरेन्द्र झा “सुमन”, दरभंगा;

१४१. २००१ ई. - श्री सोमदेव, दरभंगा;

१४२. २००२ ई.- श्री महेन्द्र मलंगिया, मलंगिया;

१४३. २००३ ई.- श्री हंसराज, दरभंगा;

१४४. २००४ ई.- डॉ. श्रीमती शेफालिका वर्मा, पटना;





१४५. २००५ ई.-श्री उदय चन्द्र झा "विनोद", रहिका, मधुबनी;

१४६. २००६ ई.-श्री गोपालजी झा गोपेश, मेंहथ, मधुबनी;

१४७. २००७ ई.-श्री आनन्द मोहन झा, भारद्वाज, नवानी, मधुबनी;

१४८. २००८ ई.-श्री मंत्रेश्वर झा, लालगंज,मधुबनी

१४९. २००९ ई.-श्री प्रेमशंकर सिंह, जोगियारा, दरभंगा

१५०. २०१० ई.- डॉ. तारानन्द वियोगी, महिषी, सहरसा

१५१.

१५२. **कीर्तिनारायण मिश्र साहित्य सम्मान**

१५३. २००८ ई. - श्री हरेकृष्ण झा (कविता संग्रह "एना त नहि जे")

१५४. २००९ ई.-श्री उदय नारायण सिंह "नचिकेता" (नाटक नो एण्ट्री: मा प्रविश)

१५५. २०१० ई.- श्री महाप्रकाश (कविता संग्रह "संग समय के")

१५६.

१५७. **भारतीय भाषा परिषद, कोलकाता**

१५८. युवा पुरस्कार (२००९-१०) गौरीनाथ (अनलकांत) कँ मैथिली लेल।

१५९.

१६०. **भारतीय भाषा संस्थान (सी.आइ.आइ.एल.) , मैसूर** *रामलोचन ठाकुर*:- अनुवाद लेल **भाषा-भारती सम्मान २००३-०४** (सी.आइ.आइ.एल., मैसूर) *जा सकै छी, किन्तु किए जाउ*- शक्ति चट्टोपाध्यायक बांग्ला कविता-संग्रहक मैथिली अनुवाद लेल प्राप्त। *रमानन्द झा 'रमण'*:- अनुवाद लेल **भाषा-भारती सम्मान २००४-०५** (सी.आइ.आइ.एल., मैसूर) छओ बिगहा आठ कट्ठा- फकीर मोहन सेनापतिक ओड़िया उपन्यासक मैथिली अनुवाद लेल प्राप्त।




१६१.

१६२. **मैलोरंग, दिल्लीक ज्योतिरीश्वर रंगकर्मी सम्मान**

१६३. *2010- श्रीमति प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'*

१६४.

१६५. **विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार**

१६६.

१६७. **१.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११**

१६८. २०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)

१६९. २०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

१७०.

१७१. **२.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२**

१७२. २०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (गामक जिनगी, कथा संग्रह)

१७३. २०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)

१७४. २०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (कलह, नाटक)

१७५. २०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (पद्मा नदीक माझी, बांग्ला- माणिक वन्दोपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

गजेन्द्र ठाकुर

२.७.सुमित आनन्द- रिपोर्ट (**अनुवाद कार्यशालाक आयोजन)**

 डॉ. राजीव कुमार वर्मा

**कारी घटा बरसैत मेघ**

तीस बरीख भ गेल दिल्ली मे । गामक जिनगी मोन पड़ैत अछि ।
शेफालिका जीक पोथी भावांजलि क कुच्छ पन्ना पलट लौं - हमर अपन गाम

सजीव भ गेल --

आम , लताम , सीसो, सपाटू, नारियल वृक्षक फुनगी सँ

धरती कें अशीशैत चान

सुरुजक

किरण ।

हेमंत-बसंतक सुन्नर प्रसून प्रसन्न ।

कोसी कछेरक प्रार्थना सदृश मंद मंद सुगन्धित ,

शीतल बयार

हवा सँ अठखेली करैत खेत मे गहुमक बालि

अनगिन हीरक जोत पसारैत मोइनक

जलधार ।

नाह पर बैसल हम अहाँ

पारिजात सुमन सन शुभ्र तारकक

ज्योत्सना परिधान

स्वर्गक मन्दाकिनी तीर सँ बरसावैत जीवन-दान

ब्रह्मक थान सँ अबैत कीर्तन-गान

प्राचीन ऋषि मुनिक आश्रम सन पावन

शुभ्र स्निग्ध हमर इ डुमरा गाम

बाबूजीक विश्वास  माँ क ममत संभरल

इ सुन्दर शुचि- धाम ।

हमरा मोन पड़ल गामक घनघोर मेघ । हथिया आ कान्हा नक्षत्र । चमकैत बिजुरि । मयूरक नाच ।  ऋतुक रानी वर्षा । मोन पड़ल ज्योतिरीश्वर ठाकुरक वर्णन - मेघक गज्ज , आकाशक मेचकता , विदुल्लताक तरंग , कदम्बक सौरभ , विष धरक संसार , ददुरक कोलाहल , धाराक संताप , आदित्यक तुच्छता ।

हम सभ ग्रीष्म ऋतुक ज्वालासं जखन मृतप्राय भ जायत छी तखन वर्षाक बूंद संजीवनिक काज करैत अछि । मोन पाडू भुवनेश्वर सिंह भुवनक शब्द -

आएल आषाढ़ , आएल आषाढ़ ।

भए गेल तिरोहित ग्रीष्म गाढ़ ।

झर-झर-झर -झर झहरय फुहार ।

खुजि गेल प्रकृति-मंदिर-दुआर ।

विश्वनाथ विषपायी जीक पंक्ति सेहो याद अवैत अछि --

पट पहिरि हरित नव प्रकृति नटी

पुनि गरा बान्हि कए बक्क माल ।

झिंगुर नूपुर पिक गीत गाबि

फेकै अछि बिजुरिक नयन-जाल ॥

विद्यापतिक नायिका कारी नुआ पहिरि मुह झाँपि, पएरक कड़ा कें ऊपर ससारि, नूपुरक मुह बंद कए पिच्छर मे अभिसारक निमित्त स्थल पर जाइत छथि जबकि वर्षा भए रहल अछि , मेघ गरैज रहल अछि , सांप सह-सह कए रहल अछि ।

दिल्ली मे वर्षाक इन्तजार मे आंखि मे दरद आ दिल मे बैचेनी । हथिया आ कान्हा क कोनो चर्चा नहि । झिन्गुरक गीत दुर्लभ आ मानव स्वयं विषधर ।

रत्ती भरि बूंद आ बाट पर गाड़ीक लम्बा जाम । पाईने- पाइन, गड़ढे -गड़ढा । नालीक यमुना रोड पर ।

नहि चाही हमरा दिल्ली मे हथिया आ कान्हा । दू बुन्न से काम चला लेब । गाम जायब ते हथिया - कान्हा देख लेब । खूब देखब कारी घटा आ बरसैत मेघ ।

लेखनी क विराम द रहल छी शेफालिका जीक भावांजलि क गोटेक शब्द सं -

हमर हृदय मरुस्थल बनि जाइत अछि

अहाँ

मेघ बनि बरैस जाइत छी

हम कृतज्ञ भ जाइत छी ॥

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।


जगदीश प्रसाद मण्डल

१

कथा

मातृभूमि

जिनगीक अंतिम चरणमे आइ अपन मातृभूमिक दर्शन भेल। ओ भूमि जइठामसँ माए सदति नजरि उठा-उठा देखैत रहैत, ओ प्यारी, सिनेही, प्रेमी, जीवनदायिनी, जीवन रक्छिनी भूमि-मातृभूमि। दर्शन पबिते कमल मन कलपि उठल मुदा असीम उत्साहक संग उमंग संचारित भेल। काल्हि धरिक जिनगी आँखसँ छिपए लागल, ओझल हुए लगल, मुँह नुकबए लगल। जइ दिन अपन जीवनदायिनी भूमिसँ विदा हुअए लगल रही पूर्ण जुवा रही। नस-नसमे नव खूनक संचार होइत रहए।

समुद्री जुआर जकाँ जुआनी उठैत रहए। आशा-अभिलासाक संग पकड़ैक लेल उत्साहित रहए। बाट नहि भेटने मातृभूमिक दर्शन लाखो कोस दूर दुर्गमे छिपल रहए। मुदा दर्शन पबिते सत्-चित्त-आनन्दसँ खेलैत देख, नमन केलियनि।

डाक्टरीक डिग्री प्राप्त करिते वियाह भेल। नीक गाम, नीक कन्या नीक कुल-मूलक संग नीक दहेज भेटल। कोना नै भेटैत, जइ डिग्रीक मांग देश-विदेशमे अछि ओइमे बेकारी कतएसँ आओत। मुदा इंजिनियर जकाँ तँ नै जे डिग्री पेलोपर काज नै! तइले तँ साधनक जरूरत अछि से अछि कत्तऽ। जुआनीक उमंग उठिते गेल। संयोगो नीक रहल जे बाइस बर्खक अवस्थामे ओइ फ्रान्समे जइमे महान्-महान् दार्शनिक, तत्व चिन्तक वैज्ञानिक, कलाकार, साहित्यकार, देशभक्त जन्म लेने छथि, काज करैक अवसर भेटल। रंगीनी दुनियाँक स्वर्ग, जेहन ओतऽ सड़क तेहन एतऽ घर नै, ओइ पेरिसमे। बिसरि गेलौं अपन भूमि-अपन मातृभूमि। ओना सोलहन्नी विसरि नै गेल रही, मुदा विचारक आलमारीक पोथी जाकमे, तर जरूर पड़ि गेलैं। अखनो मन अछि, गामक विद्यालयक देश वन्दना। हृदैमे नै पहुँचल छल गंगा सन पवित्र जलधाराक सरिता, नै जनैत छलौं माटिक सुगंध आ गाछी-विरछीक फल-फूलक महमही।

अनुकूल हवा पाबि मन मोहित भऽ गेल। जी तोड़ि जिनगीक पाछु पड़ि गेलौं। करमेसँ जिनगी तँ हमरा किअए नै। नीक स्तरक परिवार बनेलौं, नीक बैंक बैलेन्स अछि। अपनोसँ बेसी खुशी परिवारक सभ रहै छथि। कारणो स्पष्ट अछि। वाल-बच्चाक जनमे भेल, पत्नी अनके घरमे रहैवाली। मुदा आइ मन वेकल किअए लगैए। बौराइ किअए अछि? एकाग्रचित्त सभ दिन रहलौं तखन बान्हल मन पड़ाए कतऽ चाहैए। कि 'आएल पानि गेल पानि बाटे-बिलाएल पानि।' जइ मातृभूमिक गुनगान बच्चा, वृद्ध सभ करै छथि, तइठाम कतऽ छी। बढ़ैत-बढ़ैत जहिना धन बढ़ैए, गाछ-विरीछ बढ़ैए तहिना ने विचारो बढ़ैए। मुदा एना

किअए भऽ रहल अछि जे आब ऐठाम- माने पेरिसमे, नहि रहब अपन मातृभूमिक रजकण बनब।

जहिना बाइस बर्खक वएसमे अपन गाम, समाज, भूमि-मातृभूमि छोड़ि पेरिस आएल रही तहिना आइ छोड़ि अपन प्रेमी मातृभूमि, सिनेही मातृभूमिक कोरामे विश्राम करब। मुदा नहियो बुझैत रही तैयौ अबैकाल सभसँ असिरवाद लऽ लेने रही तहिना तँ एतौसँ असीरवाद लइये लिअ पड़त। जरूर पड़त। मुदा ककरासँ? ककरोसँ नै! ने अपन गंगा-यमुनाक जलधारा, ने हिमालय-कैलाश सन पहार, ने गंगा-ब्रहमपुत्र सन धरती, ने समुद्र सदृश्य हृदए। जहिना पत्नीक संग आएल रही तहिना जाएब। जँ ओहो नइ जाथि तखन? ओ नइ जाए चाहती तेकर कारणो तँ कहती।

“आब ऐठाम नै रहब।” हम पुछलयनि।

पत्नी बजलीह- “तखन?”

हम कहलियनि- “अपन मातृभूमिक दर्शन भऽ गेल। ओतए जाएब।”

फेर पत्नी उत्तर देलनि- “सभ अपन-अपन मालिक होइए। जँ अहाँ जाएब तँ जाएब।”

पुन: पुछलियनि- “अहाँ?”

पत्नी बजलीह- “अपन कारोवार अछि। बेटा-पुतोहू दुनू फ्रान्सक भऽ गेल। दुनियाँक स्वर्गमे रहि रहल छी। तखन कि?”

    ISSN 2229-547X VIDEHA

मन पड़ल ओ दिन जइ दिन जिनगीक हिसाब जोड़ि आएल रही। पत्नी संगे रहथि। मुदा आइ? जुग बीत गेल। जिनका सभसँ असीरवाद लऽ आएल रही भरिसक मरि-हरि गेल हेता, गेलापर के हृदए लगौताह। तखन? तखन कि? किछु ने। मुदा जाधरि पहुँचव ता धरिक तँ उपाए चाही। विदा भऽ गेलौं।

एक समुद्रसँ मिलैत दोसर समुद्रक विशाल जलराशिक बीच जहाजसँ मद्रास पहुँचलौं। मद्रास बन्दरगाहमे उतड़ि अपन धरती, अपन देश, अपन मातृभूमिकेँ हृदैसँ नमन केलियनि। मन पड़ल रामेश्वरम्। जखन मद्रास आबि गेल छी तखन बिनु दर्शने जाएब बचपना...। विदा भेलौं।

धरती-समुद्रक बीच बनल रामेश्वरमक मंदिर। एक दिस विशाल जल-राशिक समुद्र तँ दोसर दिस खिलैत इठलाइत मातृभूमि। उपर शून्य अकास। समुद्रेक लहड़िमे स्नान कऽ दर्शन केलौं। मंदिरसँ निकलिते खजुरीपर गबैत एकटा साधु मुँहे सुनलौं, "अवगुन चित्त न धरो।" जना भूखकेँ अन्न, पियासकेँ पानि खेहारि दैत, तहिना मनमे भेल। जलखै कऽ गामक लेल गाड़ी पकड़लौं।

जंगल, पहाड़, नदी, मैदानकेँ चिड़ैत गाड़ी गाम लग पहुँचल। जे गाम कहियो नन्दन वन सदृश्य सजल छल- लहलहाइत खेत, रास्ता-पेरा विद्यालयसँ सजल छल, धारक कटावसँ विरान बनि गेल अछि। ने एकोटा सतघरिया पोखरि बचल अछि आ ने पीपरक गाछक निच्चाक विद्यालय। घरारी, खेत बनि गेल अछि आ पोखरि-झाँखड़ि घरारी। मुदा तँए कि, ने गामक परिवार कमल, ने लोक आ ने गामक नाओं। गामक दछिनवरिया सीमापर पहुँचते एकटा नवयुवककेँ पुछलयनि- "बाउ की नाओं छी, अही गाम रहै छी?"

नवयुवक बालज- "हँ। रमेश नाम छी।"

हम पुछलयनि- "गामक की हाल-चाल अछि?"

प्रश्न सुनि रमेश ठमकि गेल। किअए नै ठमकैत। लम्वाइ (नमती) भलहिं नै बढ़ल हुअए मुदा रंग आ चौराइ तँ जरूर चतरिये गेल अछि। भरिसक चेहरा देख डरा गेल अछि। मुदा डर तँ ओतऽ बढ़ैत जतऽ डरनिहारकेँ आरो डेराएल जाइत। से तँ नै अछि। मधुआएल मन मुस्कुराइत मुँह खोलि निकलल- ''बौआ, चालीस बर्ख पूर्व अही माटि-पानिक बीच डॉक्टर बनि विदेश गेलौं......।''

मधुर बोली सुनि रमेश बाजल- ''गाममे के सभ छथि?''

कहलिऐ- ''कियो नै। जेहो हेताह, हुनको छोड़ि देलियनि। जखन छोड़ि देलियनि तँ वएह किअए पकड़ता।''

तखन रमेश पुछलक- ''रहबै कतऽ.......।''

हम बजलौं- ''सएह गुनधुनमे छी।''

रमेश बाजल- ''हम तँ महिसवारि करै छी, आन किछु जनै नै छी। चलु वस्तीपर पहुँचा दइ छी।''

वस्तीपर पहुँचा रमेश चलि गेल। हम ठमकि गेलौं। पूवारि भागक घरवारीक नजरि पड़िते, ओतैसँ पुछलनि- ''कतऽ जाएब?''

कहलियनि- ''ब्रह्मपुर।''

घरवारी कहलनि- ''यएह छी। इमहर आउ।''

मनमे सवुर भेल। हूबा बढ़ल। अपन गामक चालि बढ़ल। लफड़ि कऽ दरबज्जापर पहुँचलौं। घरवारी कहलनि- ''थाकल-ठहिआएल आएल छी, पहिने पएर

धोउ। चाह बनौने अबै छी, तावत कपड़ा बदलि आराम करू। आइ भरिक तँ अभ्यागत भेलौं काल्हिक विचार काल्हि करब।"

कहि आंगन जा चाह अनलक। दुनू गोटे पीबैत कहलियनि- "हमहूँ अही गामक वासी छी। नोकरी करए बाहर गेल रही। अपन घरारियो अछि आ दस वीघा चासो।"

ओ बाजल- "हमहूँ आने गामक वासी छी। नानाक दोखतरीपर छी। तँए, ने गामक आँट-पेट जनै छी आ ने पुरना लोक सभकेँ।"

कहलियनि- "हम डॉक्टर छी।"

ओ बजलाह- "तखन तँ गामक देवते भेलौं। जाबे अपन ठर नै बनि जाइए ताबे एतै रहू। अतिथि-अभ्यागतकेँ खुऔने आरो बढ़ै छै।"

ठौर पाबि मन खुशी भेल। जीवैक आशा देख पत्नीकेँ फोन लगेलौं-

"हेलो.."

पत्नी उत्तर देलनि- "हँ, हँ, हेलो।"

हम कहलियनि- "गामसँ बजै छी। पुन: घुरि कऽ पेरिस नै आएब। अहाँ जँ आबए चाही तँ चलि आउ।"

पत्नी कहलनि- "चूक भेल जे संगे नै गेलौं। जाधरि अहाँ छलौं ताधरि आ अखनमे जीवन-मृत्युक अन्तर आबि गेल अछि।"

हम कहलियनि- ‘‘जखने मन हुअए तखने चलि आएब।’’

ओ बजलीह- ‘‘फोन रखै छी..?’’

२

झमेलिया वियाह

पात्र परिचय-

पुरूष पात्र-

(1) भागेसर- 45 बर्ख

(2) झमेलिया- 12 बर्ख

(3) यशोधर- 48 बर्ख

(4) राजदेव- 55 बर्ख

(5) श्याम, (राजदेवक पोता)- 8 बर्ख,

(6) कृष्णानन्द, (बी.ए. पास)- 25 बर्ख

(7) बालगोविन्द, (लड़कीक पिता)- 55 बर्ख

(8) राधेश्याम, (लड़कीक भाय)- 35 बर्ख

(9) घटकभाय- 60 बर्ख

(10) रूपलाल, (समाज)- 40 बर्ख

(11) गरीबलाल, (समाज)- 45 बर्ख

(12) धीरजलाल, (समाज)- 45 बर्ख

(13) पान-सात बच्चा- 7-15 बर्ख

स्त्री पात्र-

(1) सुशीला, (भागेसरक पत्नी)- 40 बर्ख

(2) दायरानी, (बालगोविन्दक पत्नी)- 52 बर्ख

(3) घटक भाइक पत्नी- 55 बर्ख

(4) सुनीता, (कॉलेजमे पढ़ैत)- 20 बर्ख

पहिल दृश्य

(भागेसर, सुशीला)

(रोग सज्जापर सुशीला। दवाइ आ पानि नेने भागेसरक प्रवेश।)

भागेसर- केहेन मन लगैए?

सुशीला- की कहब। जखन ओछाइनेपर पड़ल छी, तखन भगवानेक हाथ छन्हि। राजा-दैवक कोन ठेकान?

भागेसर- से की?

सुशीला- उठि कऽ ठाढ़ो भऽ सकै छी, सुतलो रहि सकै छी।

भागेसर- एना किअए बजै छी। कखनो मुँहसँ अवाच कथा नै निकाली। दुरभखो विषाइ छै।

सुशीला- (ठहाका दऽ) बताह छी, अगर दुरभाखा पड़तै तँ सुभाखा किअए ने पड़ै छै? सभ मन पतिअबैक छी।

भागेसर- अच्छा पहिने गोटी खा लिअ।

सुशीला- एते दिनसँ दवाइ करै छी कहाँ एकोरत्ती मन नीक होइए?

भागेसर- बदलि कऽ डॉक्टर सहाएब गोटी देलनि। हुनका बुझबेमे फेर भऽ गेल छलनि। सभ बात बुझा कऽ कहलनि।

(गोटी खा पानि पीब पुन: सिरहौनीपर माथ रखि।)

सुशीला- की सभ बुझा कऽ कहलनि?

भागेसर- कहलनि जे एक्के लक्षण-कर्मक कते रंगक बेमारी होइए। बुझैमे दुविधा भऽ गेल। तँए आइसँ दोसर बेमारीक दवाइ दइ छी।

सुशीला- (दर्दक आगमन होइत पँजरा पकड़ि।) ओह, नै बाँचब। पेट बड़ दुखाइए।

भागेसर- हाथ घुसकाउ ससारि दइ छी।

(सुशीला हाथ घुसकबैत। भागेसर पेट ससारए लगैत कनी कालक पछाति।)

सुशीला- हँ, हँ। कनी कऽ दर्द असान भेल। मन हल्लुक लगैए।

भागेसर- मनसँ सोग-पीड़ा हटाउ। रोगकेँ दवाइ छोड़ाओत। भरिसक दवाइ आ रोगक भिड़ानी भेलै तँए दर्द उपकल।

सुशीला- भऽ सकैए। किअए तँ देखै छिऐ जे भुखल पेटमे छुछे पानि पीलासँ पेट ढकर-ढकर करए लगैए। भरिसक सएह होइए।

भागेसर- भगवानक दया हेतनि तँ सभ ठीक भऽ जाएत।

सुशीला- किअए भगवानो लोके जकाँ विचारि कऽ काज करै छथिन।

भागेसर- अखैन तक एतबो नै बुझै छिऐ।

सुशीला- हमरा मनमे सदिखन चिन्ते किअए बैसल रहैए। खुशीकेँ कतए नुका कऽ राखि देने छथि। आ कि.....?

भागेसर- कि, आ कि?

सुशीला- नै सएह कहलौं। कियो ठहाका मारि हँसैए आ हमरा सबहक हँसिये हराएल अछि।

भागेसर- हराएल ककरो ने अछि। माइटिक तरमे तोपा गेल अछि।

सुशीला- ओ निकलत केना?

भागेसर- खुनि कऽ।

सुशीला- कथीसँ खुनबै?

भागेसर- से जे बुझितौं तँ एहिना थाल-पानिमे जिनगी बीतैत।

सुशीला- जखन अहाँ एतबो नै बुझै छिऐ तँ पुरूख कोन सपेतक भेलौं। अच्छा ऐले मनमे दुख नै करू। नीक-अधलाक बात-विचार दुनू परानी नै करब तँ आनक आशासँ काज चलत।

भागेसर- (मूड़ी डोलबैत जना महसूस करैत, मुँह चिकुरिअबैत।) कहलौं तँ ओहन बात जे आइ धरि हराएल छलै मुदा ई बुझब केना?

(भागेसरक मुँहसँ अगिला दाँत सोझ आएल, जइसँ पत्नी हँसी बुझि।)

सुशीला- अहाँक खुशी देख अपनो मन खुशिया गेल।

भागेसर- मन कहाँ खुशिआएल अछि।

सुशीला- तखन?

भागेसर- बतीसयासँ सठिया गेल अछि। वएह कलपि-कलपि, कुहरि-कुहरि कुकुआ रहल अिछ।

सुशीला- छोड़ू ऐ लट्टम-पट्टाकेँ। जेकरा पलखैत छै ओ करैत रहह। अपन दुख-सुखक गप करू।

भागेसर- कना दुख-सुखक गप अखैन करब। मन पीड़ाएल अछि हुअए ने हुअए.......?

सुशीला- की?



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

भागेसर- पीड़ाएले मन ताउसँ बौराइ छै। पहिने देहक रोग भगाउ तखैन निचेनसँ विचार करब।

सुशीला- बेस कहलौं। भिनसरेसँ झमेलियाकेँ नै देखलिऐ हेन?

भागेसर- बाल-बोध छै कतौ खेलाइत हेतै। भुख लगतै अपने ने दौड़ल आओत।

सुशीला- ऐ देहक कोनो ठेकान नै अछि। तहूमे बेमारी ओछाइन धरौने अछि। जीता जिनगी पुतोहू देखा दिअए?

भागेसर- मन तँ अपनो तीन सालसँ होइए जे बेटा-बेटी करजासँ उरीन रहब तखन जे मरियो जाएब तँ करजासँ उरीन मनकेँ मुक्ति हएत।

सुशीला- सएह मनमे उपकल जे बेटीक वियाह कइये नेने छी। जँ परानो छुटि जाएत तँ बिनु बरो-बरियातीक लहछू करा अंगबला अंग लगा लेत। मुदा.....?

भागेसर- मुदा की?

सुशीला- यएह जे झमेलियोक वियाह कइये लइतौं।

भागेसर- अखन तँ लगनो-पाती नहिये अछि। समए अबै छै तँ बुझल जेतै।

(झमेलियाक प्रवेश।)

झमेलिया- माए, माए मन नीक भेलौं किने?

सुशीला- बौआ, लाखो रोग मनसँ मेटा जाइए, जखने तोरा देखै छियह। भिनसरेसँ नै देखलिअ कतए गेल छेलहेँ?

झमेलिया- इसकूलक फीलपर एकटा गुनी आएल छलै। बहुत रास कीदैन-कहाँ सभ झोरामे रखने छलै। डमरूओ बजबै छलै आ गाबि-गाबि कहबो करै छलै।

सुशीला- कि गबै छलै?

झमेलिया- लाख दुखक एक दवाइ। पाँचे रूपैया दामो छलै।

सुशीला- एकटा किअए नेने एहल?

झमेलिया- हमरा पाइ छलए?

सुशीला- केमहर गेलै?

झमेलिया- मारन बाध दिसक रस्ता पकड़ि चलि गेल।

सुशीला- बौआक वियाह कऽ दियौ?

(वियाहक नाओं सुनि झमेलियाक मुँहसँ खुशी निकलैत।)

भागेसर- वियाहैयो जोकर तँ भइये गेल अछि। कहुना-कहुना तँ बारहम बर्ख पार कऽ गेल हएत?

सुशीला- बड़का भुमकमकेँ कते दिन भेल हएत। ओही बेर ने जनमल?

भागेसर- सेहो कि नीक जकाँ साल जोड़ल अछि। मुदा अपना झमेलियासँ छोट-छोट सभकेँ वियाह भेलै तँ झमेलियो भेइये गेल किने?

पटाक्षेप

दोसर दृश्य

(सुरूज डूबैक समए। बाढ़नि लऽ झमेलिया आंगन बाहरए लगैत। सुशीला आबि बाढ़नि छिनैत।)

सुशीला- जाबे जीबै छी ताबे तोरा केना आंगन-घर बहारए दिऔ।

झमेलिया- किअए, ककरो अनकर छिऐ? अपन घर-आंगन बहारब कोनो पाप छी।

सुशीला- धरम आ पाप नै बुझै छी। मुदा एते तँ जरूर बुझै छी जे भगवानेक बाँटल काज छियनि ने। पुरूख आ स्त्रीगणक काज फुट-फुट अछि।

झमेलिया- राजा-दैवक काज ऐसँ फुट अछि। सभ दिन कहाँ बहारए अबै छलौं। अखन तू दुखित छैं, जखन नीक भऽ जेमे तखन ने तोहर काज हेतौ।

सुशीला- सएह बुझै छिही, ई नै बुझै छिही जे काजे पुरूख-सत्रीगणक अन्तर कऽ ठाढ़ रखने अछि। भलहिं बेटा छिऐ एहेन-एहेन बेरमे तू नै देखमे तँ दोसर केकर आशा। मुदा.......?

झमेलिया- मुदा की?

सुशीला- यएह जे माए-बाप बेटा-बेटीक पहिल गुरू होइ छै। हिनके सिखैलासँ बेटा-बेटी अपन जिनगीक रास्ता धड़ैए।

(माइयक मुँह झमेलिया ओहिना देखैत अछि जहिना रोगसँ ग्रसित गाए अपन दूधमुँह बच्चा देख हुकड़ैत अछि। तहिना हाथक बाढ़नि निच्चा मुँहे केने सुशीला आँखि झमेलियाक चेहरापर रखि जना पढ़ि रहल हुअए जे ऐ कुल-खनदान आ परिवारक संग माइयो बापक तँ यएह

माइटिक काँच दिआरी छी जे अबैत दोसर दिआरीकेँ लेसि टिमटिमाइत रहत। तइकाल भागेसर आ यशोधरक प्रवेश।)

भागेसर- (झमेलियासँ) बौआ साँझ पड़ल जाइ छै, दुआर-दरवज्जाक काज देखहक।

झमेलिया- दरबज्जा बहारि आंगन बहारए एलौं कि माए बाढ़नि छीन लेलक।

(बिना किछु बजनहि भागेसर नीक-अधलाक विचार करए लगल।)

(कनीकाल बाद।)

भागेसर- (पत्नीसँ) मन केहेन अछि?

सुशीला- अहूँ बुझिते छी आ अपनो बुझिते छी जे साल भरि दवाइ खाइले डॉक्टर सहाएब कहलनि से निमहत। जइठीन मथ-टनकीक एकटा गोटी नै भेटै छै तइठीन साल भरि पथ-पानिक संग दवाइ खाएब पार लागत?

(बहिनक बात सुनि यशोधरकेँ देह पसीज गेल। चाइनिक पसीना पोछैत।)

यशोधर- बहिन, भगवानो आ कानूनो ऐ परिवारक जबाबदेह बनौने छथि। जाबे जीबै छी ताबे एहेन बात किअए बजै छह?

सुशीला- भैया, अहाँ किअए.....? खाइर छोड़ू काजक की भेल?

यशोधर- बहिन, मने-मन हँसियो लगैए आ मनो कचोटैए। मुदा.......?

सुशीला- मुदा की?

यशोधर- (मुस्की दैत) पनरह दिनमे पएरक तरबा खिआ गेल मुदा काजक गोरा नै बैसल। एकटा लड़कीक भाँज नवानीमे लागल। गेलौं। दरबज्जापर पहुँच घरवारीकेँ अवाज दैते आंगनसँ निकललाह।

(बिचहिमे भागेसर मुस्की देलनि।)

सुशीला- कथो-कुटुमैतीकेँ हँसियेमे उड़ा दइ छऐ?

यशोधर- हँसीबला काजे भेल। तँए हँसी लगलनि।

सुशीला- की हँसीबला काज भेल?

यशोधर- दरबज्जापर बैस गप चलेलौं कि जहिना हवाक सिहकीमे पाकल आम भड़भड़ा जाइत तहिना स्त्रीगण सभ आबए लगलीह।

सुशीला- स्त्रीगणे अबए लगली आ पुरूख नै?

यशोधर- स्त्रीगण बेसी पुरूख कम। एकटा स्त्रीगण बिचहिमे टभकि गेलीह।

सुशीला- की टपकली?

यशोधर- (मुस्की दैत) हँसियो लगैए आ छगुन्तो लगैए। बजली जे बर पेदार अछि कि जे आनठाम कन्यागत जाइत छथि आ अहाँ......? सुनिते मनमे नेसि देलक। उठि कऽ विदा भऽ गेलौं।

सुशीला- स्त्रीगणेक बात सुनि अगुता गेलौं। परिवारमे बेटा-बेटीक वियाह पैघ काज छिऐ पैघ काजक रास्तामे छोट-छोट हुच्ची-फुच्चीपर नजरि नै देबाक चाहिऐ।

यशोधर- एतबे टा नै ने, गामो नीक नै बुझि पड़ल। आमक गाछीसँ बेसी तरबोनी खजुर बोनी। एहेन गामक स्त्रीगण तँ भरि दिन नहाइये आ झुटकेसँ पएरे-मजैमे बीता देत। तखन घर-आश्रमक काज केना हएत। सोझे उठि कऽ रास्ता धेलौं।

सुशीला- आगू कतए गेलौं?

यशोधर- ननौर। गाम तँ नीक बुझाएल। मुदा राजस्थाने जकाँ पानिक दशा। खाइर कोनो कि बेटीक वियाह करब। बेटाक करब। बैसिते गप-सप्प चलल। घरवारी कुल-गोत्र पुछलनि। कहलियनि। सोझे सुहरदे मुँहे कहलनि, कुटुमैती नै हएत।

सुशीला- किअए, से नै पुछलियनि?

यशोधर- कि पुछितियनि। उठि कऽ विदा भेलौं।

सुशीला- भैया, दिन-दुनियाँ एहने अछि। कते दिन छी आ कि नै छी। मन लगले रहि जाएत।

यशोधर- कोनो कि बेटीक अकाल पड़ि गेल जे भागिनक वियाह नै हएत।

सुशीला- डॉक्टर सहाएब ऐठाम कते गोटे पेटक बच्चा जँचबए आएल रहए।

यशोधर- ओ सभ वियाहक दुआरे खुरछाँही कटैए। मुदा.....?

सुशीला- मुदा की?

यशोधर- माइयो-बापक सराध छोड़ि देत। वियाहसँ कि हल्लुक काज सराधक छै।

सुशीला- ठनका ठनकै छै तँ कियो अपना मत्थापर हाथ दइ छै। ई तँ बुझै छी जे, 'गाए मारि कऽ जूत्ता दान' करैए। मुदा बुझनहि कि हएत। आगूओ बढ़लौं?

यशोधर- छोड़ि केना देब। तेसर ठाम गेलौं तँ पुछलनि जे लड़का गोर अछि कि कारी?

सुशीला- किअए एहेन बात पुछलनि?

यशोधर- लोकक माथमे भुस्सा भरि गेल छै। एतबो बुझैले तैयार नै जे मनुक्खक मनुखता गुणमे छिपल छै नै कि रंगमे।

सुशीला- (निराश मने) कि झमेलिया ओहिना रहि जाएत। सृष्टि ठमकि जाएत?

यशोधर- अखन लगन जोर नै केलकै हेन, तँए। जहिया संयोग आबि जेतै तहिया सभ ओहिना मुँह तकैत रहत आ वियाह भऽ जेतै।

सुशीला- भैया, दिन-राति एहने अछि। कखन छी कखन नै छी।

यशोधर- बहिन, अइले मनमे दुख करैक काज नै । जखन काजमे भीड़ गेलौं तँ कइये कऽ अंत करब। ओना एकटा लगलगाउ बुझि पड़ल।

सुशीला- की लगलगाउ?

यशोधर- ओ कहलनि जे अहूठामक परिवारक काज देख लियौ आ ओहूठामक देख कऽ, काज सम्हारि लेब।

भागेसर- ई काज हेबे करत। अपनो ब्रह्म कहैए जे एक रंगाह परिवार (एक व्यवसायसँ जुड़ल)मे कुटुमैती भेने परिवारमे हड़हड़-खटखट कम हएत?

सुशीला- (मूड़ी डोलबैत) हँ, से तँ हएत। मुदा विधाताकेँ चूक भेलनि जे मनुक्खोकेँ सींघ-नाङरि किअए ने देलखिन।

पटाक्षेप

तेसर दृश्य

(राजदेवक घर। पोता श्यामकेँ पढ़बैत।)

राजदेव- बौआ, स्कूलमे कते शिक्षक छथि?

श्याम- थर्टिन गोरे।

राजदेव- ऐ बेर कोनमे जाएब?

श्याम- थ्रीमे।

(हाथमे अखवार नेने कृष्णानन्दक प्रवेश।)

कृष्णानन्द- कक्का, एकटा दुखद समाचार अपनो गामक अछि?

राजदेव- (जिज्ञासासँ) से कि, से कि?

कृष्णानन्द- (अखवार उनटबैत। आंगुरसँ देखबैत।) देखियौ। चिन्है छिऐ एकरा?

राजदेव- (दुनू आँखि तरहत्थीसँ पोछि गौरसँ देखए लगैत।) ई तँ चिन्हरबे जकाँ बुझि पड़ैए। कनी गौरसँ देखए दाए हाथमे तानल बन्दूक जकाँ बुझि पड़ैए।

कृष्णानन्द- हँ, हँ कक्का, पुरानो आँखि अछि तैयो चिन्हि गेलिऐ।

राजदेव- कनी आरो नीक जकाँ देखए दाए। गामक तँ एक्के गोरे सीमा चौकीपर रहैए। ब्रह्मदेव।

कृष्णानन्द- (दुनू आँखिक नोर पोछैत।) हँ, हँ कक्का। हुनके छातीमे गोली लगलनि। मुँह देखै छिऐ खुजल। देश भक्तिक नारा लगा रहलाहँ।

राजदेव- (तिलमिलाइत।) बौआ, तोरे संगे ने पढ़ै छेलह।

कृष्णानन्द- संगिये छेलाह। अपना क्लासमे सभ दिन फस्ट करै छलाह। हाइये स्कूलसँ मनमे रोपि नेने छेलाह जे देश भक्त बनब। से निमाहियो लेलनि।

राजदेव- बौआ, देश भक्तक अर्थ संकीर्ण दायरामे नै विस्तृत दयरामे छै। ओना अपन-अपन पसन आ अपन-अपन विचार सभकेँ छै।

कृष्णानन्द- कनी फरिछा कऽ कहियौ?

राजदेव- देखहक, खेतमे पसीना चुबबैत खेतिहर, सड़कपर पत्थर फोड़ैत बोनिहार, धारमे नाओ खेबैत खेबनिहार सभ देश सेवा करैत अछि, तँए देशभक्त भेलाह।

कृष्णानन्द- (नमहर साँस छोड़ैत।) अखन धरि से नै बुझै छलिऐ।

राजदेव- नहियो बुझैक कारण अछि। ओना देशक सीमाक रक्षा बाहरी दुश्मनक (आन देशक) रक्षाक लेल होइत अछि। मुदा जँ मनुष्यमे एक-दोसराक संग प्रेम जगत तँ ओहुना रक्छा भऽ सकैए। मुदा से नै अछि।

कृष्णानन्द- (मूडी डोलबैत।) हँ से तँ नहिये अछि।

राजदेव- मुदा देशक भीतरो कम दुश्मण नै अछि। एहेन-एहेन रूप बना मुँह-दुबर लोकक संग कम अत्याचार केनिहारोक कमी नै अछि।

कृष्णानन्द- से केना?

राजदेव- देखते छहक जे जइ देशमे खाइ बेतरे लोक मरैए, घर दवाइ, पढ़ै-लिखैक तँ बात छोड़ह। तइ देशमे ढोल पीटनिहार देश सेवक सभ अपन सम्पत्ति चोरा-चोरा आन देशमे रखने अछि ओकरा कि बुझै छहक?

कृष्णानन्द- हँ, से तँ ठीके कहै छी।

राजदेव- केहेन नाटक ठाढ़ केने अछि से देखै छहक। आजुक समैमे सभसँ पैघ आ सभसँ बिकराल समस्या देशक सोझा ई अछि जे सभकेँ जीबै आ आगू बढ़ैक समान अवसर भेटै।

कृष्णानन्द- हँ, से तँ जरूरिये अछि।

राजदेव- एक्के दिस एहेन बात नै ने अछि?





कृष्णानन्द- तब?

राजदेव- समाजोमे अछि। कनी गौर कऽ कऽ देखहक। पैछले बर्ख ने ब्रहमदेवक वियाह भेल छलै?

कृष्णानन्द- हँ। बरियातियो गेल रही। बड़ आदर-सत्कार भेल रहए।

राजदेव- एक्कोटा सन्तान तँ नै भेलैक अछि।

कृष्णानन्द- नै। हमरा बुझने तँ भरिसक दुनू परानीक भेँटो-घाँट तेना भऽ कऽ नै भेल हेतै। किअए तँ गाम अबिते खबड़ि भेलै जे सीमापर उपद्रव बढ़ि गेल, तँए सबहक छुट्टी केन्सिल भऽ गेल। बेचारा वियाहक भोरे बोरिया-विस्तर समेटि दौड़ल।

राजदेव- अखन तँ नव-धब घटना छै तँए जहाँ-तहाँ वाह-वाही हेतै। मुदा प्रश्न वाह-वाहीक नै प्रश्न जिनगीक अछि। बेटाक सोग माए-बापकेँ आ पतिक दुख स्त्रीकेँ नै हेतै?

कृष्णानन्द- हेबे करतै।

राजदेव- एना किअए कहै छह जे हेबे करतै। जहिना एक दिस मनुष्य कल्याणक धरम हेतै तहिना दोसर दिस माए-बाप अछैत बेटा मृत्युक दोष, समाज सेहो देतनि।

कृष्णानन्द- (गुम होइत मूड़ी डोलबए लगैत।)

राजदेव- चुप भेने नै हेतह। समस्याकेँ बुझए पड़तह। जे समाजमे केना समस्या ठाढ़ कएल जाइए। तोंही कहह जे ओइ दूध-मुँहाँ बच्चियाक कोन दोख भेलै।

कृष्णानन्द- से तँ कोनो नै भेलै।

राजदेव- समाज ओकरा कोन नजरिये देखत?

कृष्णानन्द- (मूड़ी डोलबैत।) हूँ-अ-अ।

राजदेव- हुँहकारी भरने नै हेतह। भारी बखेरा समाज ठाढ़ केने अछि। ओइ, बच्चियाक भविष्य देखनिहार कियो नै अछि, मुदा......?

कृष्णानन्द- मुदा की?

राजदेव- यएह जे, एक दिस कलंकक मोटरीसँ लादि देत तँ दोसर दिस जीनाइ कठिन कऽ देत।

कृष्णानन्द- हँ, से तँ करबे करत।

राजदेव- तोही कहह, एहेन समाजमे लोकक इज्जत-आवरू केना बचत?

कृष्णानन्द- (मूड़ी डोलबैत। नमहर साँस छोड़ि।) समस्या तँ भारी अछि।

राजदेव- नै, कोनो भारी नै अछि। सामाजिक ढर्ड़ाकेँ बदलए पड़त। विघटनकारी सोच आ काजकेँ रोकि कल्याणकारी सोच आ काज करए पड़त। तखने हँसैत-खेलैत जिनगी आ मातृभूमिकेँ देखत।

कृष्णानन्द- (मुस्की दैत।) संभव अछि।

राजदेव- ई काज केकर छिऐ?

कृष्णानन्द- हँ, से तँ अपने सबहक छी।

राजदेव- हँ। ऐ दिशामे एक-एक आदमीकेँ डेग बढ़बैक जरूरत अछि।

पटाक्षेप

चारिम दृश्य

(भागेसर दरबज्जा सजबैत। बहाड़ि-सोहाड़ि चारिटा कुरसी लगौलक। कुरसी सजा भागेसर चारूकात निहारि-निहारि गौर करैत। तहीकाल बालगोविन्द आ राधेश्यामक प्रवेश।)

भागेसर- आउ, आउ। कहू कुशल?

(कुरसीपर तीनू गोरे बैसैत।)

बालगोविन्द- (राधेश्यामसँ।) बौआ, बेटी हमर छी, वहीन तँ तोरे छिअ। अखन समए अछि तँए......?

भागेसर- अपने दुनू बापूत गप-सप्प करू।

(कहि, उठि कऽ भीतर जाइत।)

राधेश्याम- अहाँक परोछ भेने ने......। जाबे अहाँ छिऐ, ताबे हम.....।

भागेसर- नै, नै। परिवारमे सभकेँ अपन-अपन मनोरथ होइ छै। चाहे छोट भाए वा बेटाक वियाह होउ आकि बेटी- बहिनक होउ।

राधेश्याम- हँ, से तँ होइते अछि। मुदा अहाँ अछैत जते भार अहाँपर अछि ओते थोड़े अछि। तखन तँ बहिन छी, परिवारक काज छी, कोनो तरहक गड़बड़ भेने बदनामी तँ परिवारेक हएत।

बालगोविन्द- जाधरि अंजल नै केलौंहँ ताधरि दरबज्जा खुजल अछि। मुदा से भेलापर बान्ह पड़ि जाइत अछि। तँए......?

राधेश्याम- हम तँ परदेश खटै छी। शहरक बेबहार दोसर रंगक अछि। गामक की बेबहार अछि से नीक जकाँ थोड़े बुझै छी। मुदा तैयो......?

बालगोविन्द- मुदा तैयो कि?

राधेश्याम- ओना तँ बहुत मिलानीक प्रश्न अछि मुदा किछु एहेन अछि जेकर हएब आवश्यक अछि?

बालगोविन्द- आब कि तोहूँ बाल बोध छह, जे नै बुझबहक। मनमे जे छह से बाजह। मन जँचत कुटुमैती करब नै जँचत नै करब। यएह तँ गुण अछि जे अल्पसंख्यक नै छी।

राधेश्याम- कि अल्पसंख्यक?



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

बालगोविन्द- जइ जातिक संख्या कम छै ओकरा संगे बहुत रंगक बिहंगरा ठाढ़ होइत अछि। मुदा जइ काजे एलौंहें तेकरा आगू बढ़ाबह। कि कहलहक?

राधेश्याम- कहलौं यएह जे कमसँ कम तीनक मिलानी अवस होइ। पहिल गामक दोसर परिवारक आ तेसर लड़का-लड़कीक।

बालगोविन्द- जँ तीनूक नै होइ?

राधेश्याम- तँ दुइयोक।

बालगोविन्द- जेहने अपन परिवारक बेबहार छह तेहने अहू परिवारक अछि। गामो एकरंगाहे बुझि पड़ैए। लड़का-लड़की सोझेमे छह।

राधेश्याम- तखन किअए काज रोकब?

(जगमे पानि आ गिलास नेने भागेसर आबि, टेबुलपर गिलास रखि पानि आगू बढ़बैत। गिलास हाथमे लऽ।)

बालगोविन्द- नीक होइत जे पहिने काजक गप अगुआ लेतौं।

भागेसर- अखन धरि अहूँ पुरने विध-बेबहारमे लटकल छी। कुटुमैती हुअए वा नै मुदा दरबज्जापर आबि जँ पानि नै पीब, ई केहन हएत?

(पानि पीबैत। तहीकाल झमेलिया चाह नेने अबैत। पानि पिआ दुनू गोटेकेँ चाहक कप दैत भागेसर अपनो कुससीपर बैस चाह पीबए लगैत।)

बालगोविन्द- समए तेहन दुरकाल भऽ गेल जे आब कथा-कुटुमैतीमे कतौ लज्जति नै रहैए। बेसीसँ बेसी चारि-आना कुटुमैती कुटुमैती जकाँ होइए। बारह आनामे झगड़े-झंझट होइए।

भागेसर- हँ, से तँ देखते छी। मुदा हवा-बिहाड़िमे अपन जान नै बँचाएब तँ उड़ि कऽ कतएसँ कतए चलि जाएब, तेकर ठेकान रहत।

बालगोविन्द- पैछला लगनक एकटा बात कहै छी। हमरे गामक छी। कुल-खनदान तँ दबे छन्हि मुदा पढ़ि-लिख परिवार एते उन्नति केने अछि जे इलाकामे कियो कहबै छथि।

भागेसर- वाह।

बालगोविन्द- लड़को-लड़की उपरा-उपरी। कमसँ कम पचास लाखक बियाहो भेल छलै। मुदा खाइ-पीबै बेरमे तते मारि-पीट भेल जे दुनूकेँ मन रहतनि।

भागेसर- मारि किअए भेल?

बालगोविन्द- पुछलियनि ते कहलनि जे वियाह-दानमे कोनो रसे नै रहि गेल अछि। बरियाती सदिखन लड़कीबलाकेँ निच्चा देखबए चाहैत तँ सरियाती बरियातीकेँ। अही बीचमे रंग-विरंगक बखेरा ठाढ़ कऽ मारि-पीट होइए।

भागेसर- एहेन बरियातीमे जाएबो नीक नै।

बालगोविन्द- सज्जन लोक सभ छोड़ि देलनि। मुदा तैयो कि बरियाती कम जाइए। तते ने गाड़ी-सवारी भऽ गेल जे हुहुऔने फिरैए।

भागेसर- खाइर, छोड़ू दुनियाँ-जहानक बात। अपन गप करू।

बालगोविन्द- हमरेसँ पुछै छी। कन्यागत तँ सदति चाहै छथि जे एकटा ऋृण उताड़ैमे दोसर ऋृण ने चढ़ि जाए। अपने लड़काबला छिऐ। कोना दुनू परिवारक कल्याण हएत, से तँ......?

आ एक गोट टेबूल लागल अछि। पंडीजी गणेश महादेवक पूजा कए रहल छथि। मदन,मीना,गीता,हरिचन,संजय आ वीणा मंदिरक प्रांगणमे थाहाथाही कए रहल छथि तथा वरियातीक प्रतिक्षा कए रहल छथि। मीना कनिया के रूप मे पर्ण सजल अछि। वरियाती पहुँचलाह डोलमे राखल पानि सँ सब बरायाती हाथ-पाएर धोइ कऽ कुर्सी पर बैसलाह आ लखन वरवाला कूर्सी पर बैसलाह। बापेक कातमें एक्के कुर्सी पर मनोज आ संतोस बैसलाह। मदन प्रागणमे आबि जलखैक व्यवस्था केलनि। सभ कियो जलखै कऽ रहल छथि। )

मनोज - पापा , पापा , नाच कखैन सुरू हेतै ?

लखन - धूर बूरबक अखैन किछु नै बाज। लोक हँसतौ।

मनोज - किआए हौ , लोक हँसतै तऽ हमहुँ हँसबै। कह न नटुआ कखैन औतै ?

लखन -चुप चुप, नटुआ नै कही । लड़िकी औतै।

मनोज - काए गो लड़िकी औतइ ? आर्केस्ट्रा कखैन सुरू हेतै ? लड़िकी संङे हमहुँ नचबै, गेबै आ रूमाल फाड़िके उड़ेबै। पापा हौ , लड़िकीके कहबै खाली रेकॉर्डिंग डांस करै लाए अगबे भोजपूरीए पर।

लखन - चूप बड खच्चर छें रौ। आर्केस्ट्रा नै हेतै डांस नै हेतै ।

मनोज - तखन एत की हेतै हौ पापा ?

लखन - हमर बियाह हेतै बियाह।

सं्तोष - पापा हौ , तोहर बियाह हेतै आ हमर नै

लखन - हँ हँ , तोरो हेतै ।

सं्तोष - कहिया हेतै।

लखन - नमहर हेबहीन तहन हेतौ।

सं्तोष - हम नमहर नै छिऐे। एतेटा तऽ भऽ गेलिऐ। आब बियाह कहिया हेतै ?

लखन - बीस साल बाद हेतौ।

सं्तोष - बीस साल बाद बूढ़े भऽ जेबै तऽ बियाह क के की हेतै ? हम आइए करब।

लखन - आइ तोरा लाए लड़िकी कहां छै ?

सं्तोष - आइं हौ पापा तोरा लाए लड़िकी छै आ हमरा लाए नै छै। केकरोसे कऽ लेबै।

लखन - केकरासे करबिहीन ?

सं्तोष - मौगी सब औतै न तऽ ओइमे जे सबसे मोटकी मौगी हेतै ; ओकरेसे करबै। दूधो खूब पीबै , नम्हरो हेबै आ मोटेबो करबै। पापा हौ , हमरा लोकनियामे तोरे रह पड़तह।





लखन - बेस रहबौ बौआ। ( जगमे पानि आ गिलास लऽ कऽ संजयक प्रवेश। सभ कियो पानि पीलनि आ हाथ-मूँह धोइ अपन-अपन जगह पर बैसलनि। पंडीजी पूजा पूर्णाहुतिक पश्चात वर लग बैस जलखै कएलाह। )

गणेश - अहाँ सभ विलंब किएक करै छी ? बियाहक मुहुर्त हुसि रहल अछि । हौ हौ जल्दी चलै चलू। कोनो चीजक टेम होइ छै की ने ?

( लड़िकी संड. सरयातीक प्रवेश फेर सभ कियो मंदिर पर गेलाह। सतह पर बिछाएल दरी पर बैसलाह। )

गणेश - आउ लड़िका-लड़िकी, हमरा लग बैसु। ( लखन आ मीना पंडीजी लग बैसैत छथि। पंडिजी दुनुकेँ अपन रमनामा वला चददरि ओढ़ा दैत छथिन्ह। दुन्नुके हाथमे आर्बा चाउर आओर कुश दै छथिन्ह ।)

गणेश - लड़िका - लड़िकी पढु --

मंगलम् भगवान विष्णु , मंगलम गरूड़ध्वज: !

मंगलम् पुण्डरीकाक्ष , मंगलाय मनोऽहरि: !!

लखन $ मीना - मंगलम् भगवान विष्णु , मंगलम गरूड़ध्वज: !

मंगलम् पुण्डरीकाक्ष , मंगलाय मनोऽहरि: !!

( पंडीजी तीनि बेर ई मंत्र पढ़ाकऽ अपन बगल मे राखल सेनुरक पुड़िया मे से एक चुटकी सेनूर लड़िकाक हाथ मे देलनि। )

गणेश - बियाहक मुहुर्त बीत रहल छल। तें हम एक्केटा मंत्र सँ बियाह कराए दैत छी। आब सिन्दुरदान होइ य । लड़िका , लड़िकीक मांड. मे सेनूर दियौन ।

( लखन मीनाक मांड. मे सेनूर देलनि। ) आब अपने सभ दुर्वाक्षत दियौन। ( पंडीजी पैध सबहक हाथ मे दुर्वाक्षत देलखिन । )

∴ मंत्र - 0 आब्रह्मन ब्राह्मणो

मित्राणामुदयस्तव।

( मंत्रक बाद सभ कियो लड़िका-लड़िकी कँ दुर्वाक्षत देलखिन। ) लाउ , दुनु समधि दक्षिणा-पाती। सस्ते मे अहाँ सभ निमहि गेलौं।

( दुनु सतधि एकावन-एकावन टका दक्षिणा देलनि। ) इएह यौ एक्को किलो रौहक दाम नै । खइर जाउ।

मदन - पंडीजी लड़िका - लड़िकीकँ आशीर्वाद दियौन । ( लड़िका - लड़िकी पंडीजीके पाएर छुबि प्रणाम करैत छथि। पंडीजी आशीर्वाद दैत छथिन्ह । )

मोतिलाल - पंडीजी मोनसँ आशीर्वाद देबै।

गणेश - हँ यौ , दक्षिणे गुणे न आशीर्वाद भेटत। ( सभ कियो जा रहल छथि। )

पटाक्षेप

दृष्य - चार

(स्थान - रामलालक घर । रामलालक दुनु पत्नी लक्ष्मी आ संतोषी घरमे हुनका सेवा कऽ रहल छथि। लक्ष्मी पक्षमे दूगो बेटी-एगो बेटा छैन। छओ भए-बहिन एक्के पब्लिक इस्कूलमे पढ़ै गेल छथि।)

रामलाल - लडकी , सभ धिया-पुता नीक जकाँ घर पर पढ़ै लिखै अछि न ? हम तऽ हम तऽ भिनसर जाइ छी से रातिमे आबै छी। पेटक पूजा तऽ बड पैघ पूजा छै की ने ? हम नै पढ़लहुँ से अखैन पछताइ छी।

लक्ष्मी - छउटाक लक्षण अखैन बड नीक देखै छियै ; अग्रिम जे हुआए। हमरा सभकेँ पढ़ै कह नै पढ़ै अछि।

रामलाल - छोटकी , अहाँ किछु नै बाजै छी।

संतोषी - दुनु गोटे एक्के बेर देब त ऽ आहाँ की सुनबै आ की बुझाबै ?

रामलाल - कोनो तकलीफ अछि की ?

संतोषी - जेकरा आहाँ सन घरवाला रहतै ; तेकरा तकलीफो हेतै आ अहुँसँ होशगर कड़की छथि। स्वामी , एगो गप्प पूछी ?

रामलाल - एक्के गो किआए , हजारगो पूछिते रहू।

संतोशी - अहाँ , एहेन चिक्कन घरवालीके रहैत दोसर बियाह किआए केलियै ?

रामलाल - बड़कीसँ बेटा होइमे किछु विलंब देखलियै तेँ दोसर केलियै।

संतोशी - नै यौ , दोसर गप्प भऽ सकै छै।

रामलाल - हमरा तऽ नै बुझल अछि ; अहीं बाजू दोसर की भ सकै छै ?

संतोशी - अहाँकेँ अहाँकेँ अहाँकेँ एगोसे मोन नै भरल ।

रामलाल - बस करू , बस करू , अहाँ तऽ लाल बुझक्करिछी। अहाँ त अंतर्यामी छी । ओना मोनकेँ जत्त दौड़ेबै ; ओत्त दौड़तै।

मन नही देवता ; मन नही ईष्वर,

मन से बड़ा न कोय ।

मन उजियारा जब जब फैले,

जग उजियारा होय ।। ( इसकुल पोषाकमे सोनिक प्रवेश । )

सोनी - पापा , पापा , इसकुलक फीस दियौ।

रामलाल - माएकेँ कहियौ बुच्ची।

सोनी - माए , इसकूलक फीस दहिन ।

लक्ष्मी - कत्ते फीस लगतौ ?

सोनी - तों नै बुझै छीही छ गो विधार्थीक छ साए टका ।

लक्ष्मी - छोटकी , जाउ ; दऽ दियौ ग।

संतोशी - बेस लेने अबै छी।

( संतोशी अन्दर जाक छ साए टाका आनि सोनीकँ देलनि आ फेर पति सेवामे भीर गेलीह। )

रामलाल - छोड़ै जाइ जाउ आब । अंगना-घर देखियौ। अहुँ सभकँ कनी काज होइ छै।

( दुनु पत्नी चलि गेलीह। )

पटाक्षेप

दृष्य - पाँच

( स्थान - रामलालक घर । रामकान्तक संड. बलदेव वार्ड सदस्यक प्रवेश । )

बलदेव - ( दलान पर सँ ) रामलाला भाई , रामलाल भाई।

रामलाल - ( अन्दरे सँ ) इएह अएलहुँ भाई । दलान पर ताबे बैसु । जलखै काएल भए गेल

बलदेव - मुखियोजी अएलाह , कने जल्दीए एबै ।

रामलाल - तहन तुरन्त अएलहुँ। ( हाथ - मुँह पोइछते प्रवेश । प्रणाम-पाती कऽ अन्दर सँ दूटा कुर्सी आनलनि । रामकान्त आ बलदेव कुर्सी पर बैसलनि मुदा रामलाल ठाढ़े छथि । )

रामलाल - मुखियाजी , आइ केमहर सूरूज उगलै ? आइ रामलाल तरि गेल सरकार। कहियौ सरकार हम कोना मोन पड़लहूँ । इनरा आवासवला कोनो गप्प छै की ?

बलदेव - गप्प तऽ इएह छै । मुदा पहिने कुशल-छेम , तहन ने अगिला गप सप। कहु अपन हाल-समाचार ।

रामलाल - अपने सबहक किरपासँ हमर हाल-समाचार बड़ड बढ़ियां अछि। भइ , अपन हाल-चाल कहु।

बलदेव - भाइ एकदम दनदनाई छै।

रामलाल - आ मुखियाजी दिषिका ।

रमाकान्त - हमरो हाल-चाल बड बढ़ियां अछि। ओएह एलेकसन नजदीक छै तें पंचायतमे घुमनाई आवष्यक बुझलहुँ । संडे. संड. अहुँक काज राहाए।

रामलाल - तहन अपने किआए एलियै हमही चलि आबितहुँ ।

रमाकान्त - देखियौ , जनता जनार्दन होइ छै । पहिने जनता तहन न हम। जनता मुखियाकेँ बड आषासँ चुनै छै।

रामलाल - अपने महान छियै । अपनेक आगू हम की बजबै ?

बलदेव - मुखियाजी , कने ओकरो ऐठाम जाइके छै। हिनकर काज जल्दी कऽ दियौन ।

रमाकान्त - तहन दऽ दियौन। ( बलदेव बेगसँ बीस हजार टाका निकालि रामलालकेँ देलखिन । )

रामलाल - ( पाँच साए टाका निकालि ) मुखियाजी , ई अपने राखि लियौ ।

रमाकान्त - नै , ई नै भऽ सकै आए। ई अपने रखियौ । हमरा पेट लाए बहुत फंड छै । कहबी छै - ओएबे खइ जइसे मोंछमे नै ठेकाए ।

रामलाल - भगवान , एहेन मुखिया सगतर होइ।

बलदेव - रामलाल भाइ , जत्त-तत्त सुनै छी अहाँक परिवार चलेनाई आइ-काल्हि असंभव अछि।

रामलाल - सब भबवानक किरपा छैन आ अपन करतब तऽ चाहबे करी।

रमाकान्त - हमरा लोकनि जाइ छी। जाउ , अहुँ अपन काम-काज देखियौ ।

( रमाकान्त आ बलदेवक प्रस्थान )

रामलाल - धन्यवाद बलदेव भाइ , धन्यावाद मुखियाजी एहिना सभ जनता पर खिआल रखबै।

पटाक्षेप

दृष्य - छह

( स्थान - लखनक घर । मीना अपन बेटी रामपरी आ बेटा कृश्णा संड. बैडमिंटन खेल रहल अछि। )

रामपरी - मम्मी , कसिके मारहीन न । कॉर्क नै उड़ै छै ।

मीना - बेसी कसिके मारबौ तऽ कॉर्क पोखिरि मे चलि जेतौ।

रामपरी - मम्मी , मन नै लगै छै। कम-से-कम बौओ जकाँ बमकाही न ?

( मनोजक प्रवेश )

मीना - ओएह , एलौ सरधुआ भाँड़ै लाए ।

रामपरी - आब , दहीन न मम्मी । भाइजी छथिन्ह ।

मीना - भाइजी छथिन्ह । कप्पार छथिन्ह । कॉर्क फुटि जेतौ तऽ आनिके देतौ ?

रामपरी - मम्मी , भाइजी कत्तसँ आनिके देतौ तोंही कह तऽ । आकी पापा आनि देथहीन ।

मीना - पापाकेँ हम जे कहबै से करथुन्ह। तोहर कहल नै करथुन्ह ।

रामपरी - मम्मी , ई गप्प तोहर नीक नै भेलौ आ पापोकेँ नीक नै भेलनि ।

मीना - तों पंचैती करै लाए एलें की बैडमिंटन खेलै लाए एलें ? खेलबाक छौ तऽ खेल नै तऽ जो एत्तसे।

रामपरी - तोंही सब खेल , हमज इ छी।

( खीसियाक रामपरीक प्रस्थान रामपरीवला बैटसँ मनोज बैडमिंटन खेल लगै अछि। मीना बैटसँ ओकर मारै लाए छुटै अछि। मनोज बैट छोड़ि कऽ भागि जाइ अछि। फेर दुनु माय-पुत बैटमिंटन खेल लगैत अछि। )

कृश्णा - मम्मी , तोरा दीदी जेकाँ खलल नै होइ छौ। कने पापाकँ कहबीन सीखा दै लाए से नै।

मीना - बौआ , पापा हमरा की सीखेथुन्ह हमही सीखा दै छियै।

कृश्णा - तेकर माने तों पापा से जेठ छीही ?

मीना - उमरमे भलेंही छोट हाएब मुदा अकलमे निष्चित जेठ।

( संतोशक प्रवेश )

सा्ंतोश - हमहुँ खेलबै कृश्णा । ( बैट लऽ कऽ खेल लगै अछि। झटसे मीना संतोशक हाथसँ हाथ मोचरिकऽ बैट लऽ लैत अछि। टुनकीवाला आ मुड़ीमचरूआ कहि बैटसँ मारि लाए दौड़ैम अछि। संतोश भागि जाइ अछि। ओइ पर खीसियाकऽ कृश्णा एक बैट मम्मीकँ बैसा दैत अछि। )

कृश्णा - तों बड खच्चर छें मम्मी । खेलल-तेलल होइ छौ नहिए आ जमबै छें । अखैन संतोश भाइजी रहितै तऽ खूम बैडमिंटन खेलतौं की नै।

मीना - संतोशबा तोहर भाइजी नै छियौ। जेकर छिऐ से बुझतै । तोरा ओकरासे कोनो मतलब नै।

कृश्णा - किआए मम्मी ? उहो तऽ हमरे पापा के बेटा छिऐ न ?

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।


सुमित आनन्द

**अनुवाद कार्यशालाक आयोजन**

भारतीय भाषा संस्थान मैसूर दिससँ नेशनल ट्रांसलेशन मिशनक अन्तर्गत दिनांक 01-07-2011 सँ 08-07-2011 धरि ल. ना. मिथिला विष्वविद्यालय, दरभंगाक विश्वविद्यालय मैथिली विभागमे सप्त-दिवसीय अनुवाद कार्यशालाक आयोजन भेल। एहि अवसरपर जी. ऑस्टीनक राजनीति शास्त्रक पोथी कन्स्टीच्यूशन ऑफ इण्डिया: फॉर्मर स्टोन ऑफ ए नेशनसँ चयनित 1100 तकनीकी शब्द तथा एम. हरियम्माक दर्शन शास्त्रक पोथी आउट लाइन्स ऑफ इण्डियन फिलॉसाफीक 700 तकनीकी शब्दक मैथिलीमे अनुवाद कयल गेल। एहि कार्य मे छओ गोट विषेषज्ञ रहथि डॉ. वीणा ठाकुर, डॉ. रमण झा, डॉ. दीप नारायण मिश्र, डॉ. योगानन्द सुधीर, डॉ. अमर नाथ झा एवं डॉ. राजनन्दन यादव। विशेषज्ञक अनुसार एहन-एहन कार्यसँ मैथिली साहित्य आओर समृद्ध होयत। विषेषज्ञ लोकनि कतोक नव शब्दावलीक निर्माण सेहो कयलनि अछि।

मैसूरसँ आयल मैथिली भाषाक मुख्य शैक्षिक सलाहकार डॉ. अजित मिश्र, पवन कुमार चौधरी एवं डॉ. शम्भू कुमार सिंह कहलनि जे विभिन्न विषयक 63 गोट पोथीक अनुवाद होयबाक छैक जाहिमे एखन नओ गोट एहि कार्यक हेतु देल गेल छैक। ओ लोकनि ईहो कहलनि जे नओ मे सँ छओ गोट पोथीक तकनीकी शब्दक अनुवाद भए चुकल अछि।




ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

३. पद्य

३.८.जवाहर लाल कश्यप

सुबोध झा (१९६६- ), पिता श्री त्रिलोकनाथ झा

१

**बतहिया**

साँझ भेलैक भोर हेबै करतैक़ ।
ऑंखि छैक नोर हेबै करतैक़ ।।
पिया विरह मे छैक मोन दग्ध ।
की करतैक मनःरोग हेबै करतैक़ ।।

आब अप्पनो सभ तऽ कहैक छिऐ ओकरा विक्षिप्त ।
ओकर मोन नहि भऽ सकलैक कहियो प्रेम सँ तृप्त ।।
आँखि जोहैत छैक बाट सदिखन।
मोन पड़ैत छैक बीतल दिन भरि क्षण ।।

हमरा नहि अछि आशा घूरि कँ औतैक ओ ।
फेर सँ ओकर प्रेमक दीप जरौतैक ओ ।।
मुदा ककरा बूझल छैक ओहो घूमि रहल अछि भेल विक्षिप्त ।
के मिलौतैक दुनू कँ सभ अछि अपनहिं आप मे लिप्त ।।

ककरा छैक एकरा दुनूक लेल खाली समय ।
सभ लागल अछि खाली करबा मे धन संचय ।।
जीअब तऽ देखबैक कतेको सामाजिक अन्याय ।
माय बाप भाई बहिन केओ नहि हेतैक सहाय ।।

हे समाजक कर्ता धर्ता छोडू ई ताण्डव नृत्य ओ कुकर्म ।
जीबऽ दियौक सभ कँ अपना ढंग सँ आ करू सुकर्म ।।
सभ कहैत अछि भऽ गेलैक आब प्रजातन्त्र ।
हमरा जनें ई थीक पाइ वलाक षडयन्त्र ।।
पाइ वलाक षडयन्त्र पाइ वलाक षडयन्त्र ।।।।

२

**शायरी**

1

हमरा नहि देखल छल हुनक गाल परहक तिल आ ठोढ परहक लाली ।
कहियो नहि देखलियैन्हि हुनक कान मे लटकैत सोनक बाली ।।
घोघ उठल आँखि मिलल लागल जे ओ तिल छल हुनक सुन्दरताक प्रहरी ।
ठोढ छल मदिरा आ बाली कैँ देखितें खसि परलहुँ लागल दिल्लीक शीतलहरी ।।
दिल्लीक शीतलहरी दिल्लीक शीतलहरी… … … … … … … … … … … … … … … … ।।

2 नारी कण्ठ सुनतहिं अनायसे बढि जाइत अछि डेग ओमहर ।
चूडीक खनकब सुनतहिं ताकए लगैत छी जेमहर तेमहर ।।
आब तऽ कान मे स्वतः बजैत अछि पायलक खनकब ।
रहि रहि कें मोन परैत अछि प्रथम स्पर्श मे चूडीक चनकब ।।

3 निहारैत रहलहुँ जनम भरि हुनक मुखमण्डल ।
तैओ नहि भऽ सकल जिनगी हमर सफल ।।
हम तऽ भऽ गेल हुनकर मुदा ओ नहिं छथि हमर ।
की दोष छल हमरा मे से नहिं जानि आब जीअब भेल दूभर ।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.राजदेव मण्डल २.रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'

१

राजदेव मण्डल

कविता-

१

जुलूसक पछुआ

हजारक-हजार टाँग-हाथ

किन्तु एकेटा अछि माथ

ठमकैत आ बमकैत बढ़ि रहल अछि आब

गरजैत सड़कपर इनकिलाब

नै अछि कान-आँखि

तैयो लगल अछि जेना पाँखि

एकगोटे केलक बकटेटी

अखैन केना सुनत अपन हेठी

केना सुनतै एखन गारि बात

जखैन छै हजार साथ

पकड़ि ओकर तोड़ि देलक गात

तोड़य लगल तान

कंठ मोंकि लऽ लेलक प्राण

बढ़ि गेल सभ आगाँ

जेना लगल हो धागा

नै छै पता आगू की भेल बात

पाछूसँ सभ देने संग साथ

लहाशकेँ फेंकि देलक बाटक कात

हम तँ खरीदुआ अंग

मात्र चलैक छै संग-संग

बनल छी पछिला हिस्सा

चलि रहल छै आपसी खिस्सा

ओकरा कुकृत्यकेँ हम जानि रहल छी

नचार भऽ मने-मन कानि रहल छी

बिना जरिमाना केना भेटत माफी

भीड़क अंग छी तँए हमहूँ पापी।

२

कनेक सुनू

1

खेतक ऊपर उधियाएत लगनी गीत

मोन पड़ल जिनगीक गीत

गमकि उठल मनक दुआरि

ठाढ़ छी सम्हारि ओइ आरि।

2

बैसल रहि गेलौं पछताइत

जिनगी भऽ गेल

अन्हरिया राति।

3

प्रेम नै केलौं

केलौं चोइर

हमरा जिनगीमे

देलौं जहर घोइर

4

जिनगी नै अछि किछु

तैयो अछि सभ किछु

कतबो काँट गड़े

तैयो फूल बिछु।

३

असल मरद

अंगना गारि पढ़ैत अछि कानि-कानि

जेना बिलमि-बिलमि गाबैत हो गैन

आगू की हएत से नै जानि

सुनि कुबैन देहकेँ तानि

अपन गलती केना लेबै मानि

सींगमे लगौने खून

गरैज रहल छी अपने धुन

जेना करैत अछि खुनियाँ बड़द

तामसे करैत गरद

आइसँ बनलौं असल मरद।

४

**पोसा परबा**

परबा मानि लेलक आब पोस

पूरा परिवार बनि गेल दोस

सभसँ भऽ गेल जान-पहिचान

दाना दऽ कऽ राखऽ मान

खाइत अछि आब बासमती चाउर

ठामहि-ठाम मारैत अछि भाउर

लग आबैत छल धीया-पुताक बातपर

बैस जाइत छल हाथ-आ-माथपर

कालक गतिशील आँखि, दौड़ैत-फड़फड़ाइत परबाक पाँखि

मांसक माँगपर बजए पड़ल

"परबाक छै भाग्ये जरल

एहेन अतिथि जँ पहुँचल दुआरी

पोसा परबाकेँ दियौ आइ मारि

एहेन लोक कहिया आएत से नै जानि

फेर हेतै परबा बात लिअ मानि।"

पानिमे डूबाकेँ जखैन लेलक जान

परबाकेँ भेल मनुक्खक पहचान।

२


रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'

पाँच गोट गीत-

1.

लोभी लालची राज करै छै

फुहर गाल बजाबै छै

लुटि-लुटि भोली जनताकेँ

अप्पन घर सजाबै छै। 2

पग-पग पसरल हेरा फेरी

काम छै काला मुँह छै गोरी

काला धनपर उजड़ा पॉलिस।

थुथुन जोड़ि सौ लगाबै छै। लुटि.....

ककरा कहबै नीक छै बाबू

बोरा लटकल छै सबहक आगू

के करतै जनता केर सेवा

दुर-दुर तक नै देखाइ छै। लुटि.....

राजकर्मी छै लोभ लहरमे

जनता मरै छै लुटि कहरमे

राजा पहिरने चदरा चश्मा

किछो नै एकरा देखाइ छै। लुटि....

2.

मिथिला रहि गेल बनि ई सिथला

दुक्खक भरल गोदाम यौ

रोऐ छै मिथिला केर धरती

लऽ लऽ जनक जीक नाम यौ-2

आइ हर घरमे सीता रोऐ छै

राइत-राइत भरि नै जनक सुतै छै

कतए सँ एतै दहेजक पैसा

हेतै केना कन्यादान यौ। रोऐ.....

दया धरम के गाछ सुखाइ छै

निष्ठा नीति हाट बिकाइ छै

इमानक कोनो मोल नै रहलै

सेवा भेलै लोभक गुलाम यौ

रोऐ.........

जनता हित लऽ कोइ लड़ै छै

अपने पेट लऽ सभ कोइ मरै छै

कहियो देखतै गरीब आजादी

हेतै कोना नवका विहान यौ

रोऐ..........।

3.

नेता अफसर मौज करै छै

शाशक आँखिमे छिट कऽ छाउर

जनता नै एकता बनबै छै

तँए चाटै छै मामक घौड़

एकताकेँ जँ नै अपनेबै

जीवन भरि सुख लऽ सपनेबै

लुच्चा लम्पट खुनि कऽ खाइ छै

नीचाँ ऊपर सभ खमहौर। जन....

अपने पेट लऽ सभ बेहाल छै

तँए तँ देशक एहन हाल छै

मात्र औपचारिक राज चलै छै

मिडिया खाली लै छै घमहाउर। जन.....

एकता बनैले सहऽ पड़ै छै

घटो लगा कऽ बहऽ पड़ै छै

अपना गलत पर लहऽ पड़ै छै

जलै छै खुन पसिना और। जन.....

4.

देखियौ यौ सभ बाबू भैया

हमरा ई की देखाइ छै

गट्टा पकड़ने लोभ लोककेँ

नरकमे लेने जाइ छै

लोभी करबै छै सभ पाप

चाहे जते छै त्रिविध ताप

ई धऽ लेलकै जकड़ा बाबू

से दुखमे बौआइ छै

ISSN 2229-547X VIDEHA

गट्टा.........

लोभ सभकेँ करै छै अंधा

चाहे छै कतनो कविल बन्दा

नीत धरम निष्ठा मर्यादा

किछो नै सुझाइ छै

गट्टा.......

जकड़ा चढ़लै लोभक पाप

से नै बुझै छै माए-बाप

दुनियाँ दारी के बताबए

भाइयो नै सोहाइ छै।

गट्टा..........।

5.

पढ़ै लिख कऽ सभ टेढ़ भेल छै



ज्ञान किछो नै बुझै छै

जइसँ पॉकेट बम-बम रहतै

तनै माथे सुझै छै

पैसे लऽ विद्या पढ़ै छै

पैसे लऽ मंदिर गढ़ै छै

पैसे लऽ सभ जप-तप हइ छै

पैसे लऽ देवतो पुजै छै।

जइसँ............।

पैसेसँ राजबर्दी चलै छै

पैसेसँ आशिष मिलै छै

वेदो मंत्र पैसेसँ तौले छै

सभ अज्ञानमे जुझै छै।

जइ..........।

भुलि गेलै सेवा के रीती

पैसेमे सभकेँ छै प्रीति

नीत धरम इमान ज्ञानकेँ

नै किछो कोइ बुझै छै।

जइ...........।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.जगदीश प्रसाद मण्डल २. राजेश मोहन झा 'गुंजन' ३.उमेश मण्डल

१


जगदीश प्रसाद मण्डल

कविता-

दूटा कविता-

१

**मधुरस**

जंगल जे बास करए

बनफुल-फल से खाए





इच्छति मन लोढ़ि-बीछि

मधुरस सतति बनाए।

एक बन पसरि विश्व

काटि-छाँटि देश बनाबए

अपना-अपनी बाट गढ़ि

सभ चाहे मधुरस पाबए।

कटुरस मधुरस बीच भेद कि

मात्र सीमा पार करब

टपिते-टपान दुर्गकेँ

खटरस बनि-बनि रूप धड़ब।

नजरि तानि विश्वरूपा केर

बिष-रस बाट बॅटैए

अपना-अपनी हथिआबए चाहै

बाटे-बाट झगड़ैए।

पौरूष पाबि पुरूषार्थ जगे

नहि तँ कुंभकरणी सुतै

सिरजि वंश सरबा रावणक

सखा-सखा सटि वृक्ष बनए।

पाबि पुरूषार्थ पौरूष केर

रोके नहि ककरो बाट

जिन्ह भाव सदि पाबि-पाबि

सृजै नित नूतन घाट।

देश अनेक लोक अनेक

भाव अनेक भावना अनेक

बीच रचि चालि मायाकेँ

भाव दुरभावना बनबैत।

सृजै मधुरस अमृतरस केर

नहि तँ दुरभावना जगए

अंध भऽ अन्हरा अन्हारमे

अमृत रस कोना पाबए।

२

**बीआ**

बीआ खसए जेहन धरती

तेहने तँ गाछो उगैत

रौद-बसातक सह पाबि

संगे-संग चलबो करैत।

लइते जन्म धरतीमे

डेग उठा चढ़ए अकास

काले-क्रमे घुसुकि-घुसुकि

दुनू बीच करए-चाहए बास।

सिरजित भऽ स्वयं सृजक बनि

हँसि-खिल बिलहए सनेस

भक्तक आह सुनि जना

पकड़ि भगवन सिनेही भेष।

चक्रक चक्का पकड़ि चुहुटि

लगबे आस जिनगी केर

धरती-अकासक ओर दू

नहि अछि सोझ बाट भूमा केर।

धार अनेक धारी अनेक

विशाल वक्ष धरती केर

खोलि हृदए सेवा निमित

अलिसा टगैत प्रेमीपर।

दुर्ग अनेक ढाल अनेक

दुर्गम बाट धरती केर

शक्तिसँ शक्ति सटि

सृजै शक्ति शक्ती केर।

अकास बीच देख सदति

सूर्यज संग-संग चान

अनेक तरेगन बीच एक

गबए सदा गीत तानि।

खेल अजीव एहि सृष्टिक

सनेही सिनेह गुड़काबए गेन

हारि-जीति कऽ मान न माने

बना रखै सदति प्रेम।

जोग भोग सिरजै सदा

एक-दोसराक विपरीत चलै

दू पाटनक मध्य-बीच

सिरजि सृष्टि आगू बढ़ए।

२



राजेश मोहन झा 'गुंजन'

कविता

ज्योतिषी जीक तांडव

ज्योतिषी जी तांडव करैत चलला लऽ लोटा हाथ

गामक सीमान पार करिते राति बीतल भेल प्रभात

करियन आ बलहाक मध्य लघु टोल भररिया

तामसे मुँह लाल छलनि नचैत जेना पमरिया

बैशाखक बिहाड़ि जकाँ बहैत वाचल्य कोण

कोसीक भदैया धार जेना हहाइत पहुँचल खगड़िया

भेटला जुगेबाबू मकइक खरिहानमे

"कतऽ चलल छी ज्योतिषीजी ब्रह्म बेरूक विहानमे?"

लोहछैत बजलनि नै पुछू की भेल औ

हमर ढोढ़बाकेँ गंगेश बलजोरी लऽ गेल औ

पहुँचला खगन दुआरि हाथ नेने दंड-भंग

पुछारि केलनि गेल कतऽ टिल्लू गंगेश संग

औ बूच तों ई की कऽ देलह ऐ उमेरमे

बेचलह बिनु मोले हमर सोन कुंवरकेँ

कहलनि औ भैया क्रोधकेँ तियागि दियौ

कन्यादान तँ भऽ गेलै आब अपने घोघट दियौ

क्रोधांध आँखिसँ तकला पंडित दिस



तों छह अपन लोक किए कटलह बनि उड़ीस?

पड़ाएल सभ बरियाती भागलि धोबिनियाँ

काँपय लगला खगन, देख ई अजीब दृश्य

हसनपुरक हँसेरी पहुँचल दलानपर

टिल्लूकेँ देखिते हँसेरी बाजल-

“औ पंडीजी अपने पुरोहित छी ई हमर कुलगुरू

चाह पीब सभ गेल विवाहक पूर्णाहुति भेल”

क्रोध ठेकान नै छलनि पंडित कक्काकेँ

गामेमे फरिआएब नै छोड़ब उचक्काकेँ

कहलनि विभो ‘खगना मामा पकड़ू हिनक चरण

कर जोड़ि माफ करू एलौं अहँक शरण

कम करू क्रोधकेँ पीब लिअ चाह औ

’ऑफर’ कौशल झाक सुनि भेला बताह औ

अन्हर बनि उठला, खगन पीपरक पात बनल

क्रोधक भुजिया बनल दुखक कराह औ

गरमीक दुपहरिया खराम भीजल घाममे

चमकैत ताड़िक संग बरसलनि ओ गाममे

भेल पंचैती मानि गेलथि बीस हजार गहनामे

यवनिका पतन भेल प्रबुद्ध जनक कहलामे

बरख बीस बीत गेल ऐ कथाकेँ बिसरब नै

घटना सभ सत्ते थिक फूसि किछु बूझब नै

श्रद्धा सुमन अर्पित करैत ज्योतिषी कक्काकेँ

अंतिम दृश्य इति भेल जेठक रौद कड़क्कामे।

३

उमेश मण्डल

किछु हाइकू/टनका

1

परहेजसँ

रहलासँ भेटैछ

पैघ जिनगी।

2

झुठ बाजब

पाप होइत अछि

स्वयं छोड़ि नै।

3

एकटा चान

सातटा देखाइत

मोतियाबिन।

4

कनैलक बीआ

घुच्ची बना खेलैत

किष्कारमे।

5

किष्कार मास

लताम लुबधल

इसरगद।

6

माछक चटनी

मरूआ रोटी जोड़ी

चहटगर।

7

अगम पानि

जीवक जिजीविषा

उहापोहसँ

बनल स्थिति अछि

अप्पन आन भेल।

8

दुर्गा पूजाक

मतलब होइछ

शक्तिपूजा।

9

अन्हार गुप्प

हाथो-हाथ ने सुझै

हवा बहैत।

10

राजनेतासँ

नीक मानल ऐछ

काजनेता।

11

गेंदा पातक

घा हाथ-पएरक

सरसँ छुटै।

12



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

खेती-वाड़ीकेँ

किसान लचारीकेँ

कोन महत्व।

13

सबल साँच

दुर्बल भेल झुठ

दुनूमे फाँट।

14

खेरही दालि

नेबो रस मिलल

हृदै खिलल।

15

चौमास-वाड़ी

दालि खेसारी

गाए-बरदले।

16

पीपड़ पात

बिहरन आप्त छै

तौयो डोलैत।

17

शान्त हवासँ

अन्हर तुफानक

आगम होइ।

18





हरियरसँ

तेज भऽ जाइत छै

आँखिक ज्योति।

19

वनमे बास

वनफूलक आस

अमलतास।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

राम विलास साहु

१

टनका

(1)

बेटा-बेटीमे

नहि कोनो अंतर

परेशानी कि

नहि लेब जंतर

किये हएत अंतर

(2)

दूजक चाँद

घीरे चढ़े अकास

ओहिना सिखू

पुर्णिमाक चाँदसँ

बेसी करू विकास।

(3)

खेतक काज

राखै जगक मान

नै अपमान

खूब कमाउ नाम

धान-पान-सम्मान।

(4)

गायक दूध

दही-गोत-गोबर

घी छै अमृत

मिलते पंचामृत

जे पिबै बनै देव।

(5)

चैतक रौद

तपाबै माटि-पानि

पछिया हवा

पकाबै चना-गहुम

बहारै धूर-कण।

(6)

फूलक डाढ़ि

भौरा चढ़ै दू-चारि

गमकै बाग

वसन्ती हवा बहै

कोइली गाबै गीत।

(7)

कारी काजर

आँखि देत सुखाय

कारी बादल

बरखासँ डुबाय

मुखरा देत बिगाड़ि।

(8)

सत्य वचन

अपन हुऐ हानि

मिले सम्मान

नहि छोड़ब बानि

दोसरक कल्याण।

(9)

झाड़ू बहारै

कूड़ा-कचड़ा धूर

सत्य भगाबै

मन बसल मैल

पाप नै धुले पानि।

(10)

धर्मक शोर

पताल पसरल

वीरक यश

तीनू लोक पहुँचै

अधर्मसँ अहित।

२

कविता-

लफंगा-

फाटल धोती फाटल अंगा

पएरक जूता टुटल फाटल

आँखिक चश्मा दूरंगा

चौंकैत चलैत अछि बेढ़ंगा

बात करैत जना लफंगा

लफड़ैत चलि दरिभंगा

बात-बातमे फॅसाबए दंगा

सवाल-जबाब करैत अरंगा

जखैन भऽ जाइत दंगा

मौका पाबि फनैत नंगा

बात-बातमे कहैत लफंगा

मन चंगा तँ कठौतीमे गंगा

साँच झूठक दोहरी अंगा

एकरंगा पहिर बनाबै फंदा

झूठक खेतीमे उपजाबए बूटी

फाटल जेबीमे रखलक मोती

राम-नाम रटलासँ नै मिलत रौटी

नीक काज कऽ बनाएब कसौटी

जखन किनब मोट-मोट पोथी

ज्ञानक प्रकाश मिलत अनोखी

विकासक गंगा बहत चौमुखी।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

डॉ. शेफालिका वर्मा

प्रकृति- पुरुष

.सागरक शांत लहरि देखी

किछ किछ होयत अछ मोन में

की सरिपों नुकायल अछ सुनामी

एकर अंतर में ??

कखनो कोसी क हुँकार

कखनो गंगाक आर्तनाद .......

हिमालयक चंचला बेटी सब

सागरक छाती सँ लागि जायत अछ

मुदा,

कोन वेदना सागरक सुनामी बनि

जायत अछ ..

मोन होयत अछ

चीरी दी एहि रहस्य के

देखि ली सागरक छाती में बैसल

उपास्य के

किएक बेकल अछ पल पल

प्रतिपल

नै मेटैत अछ तरास जकर

की अकास स मिलवाक आस एकर..

आतुर अधीर

की व्यर्थहि रहल एकर पीर

नहि ते केकरो पिआस मेटा पवैत अछ

नहि ते स्वयम अपन तरास

बुझि पवैत अछ

युग युग सँ तटक निर्मम रेत कें

भिजावैत अछ

मुदा, किनार ओहिना निर्विकार

निर्लेप रही जायत अछ

की ई नियति प्रकृतिक थीक

पुरुष अपना के किनार बना लैत छैक

भिजैत अछ, तितैत अछ

किछ बाजि नहि पवैत अछ

**जीवनक अर्थ खोजिते रहि जायत छैक............................**

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

नवीन कुमार आशा

माँ छिन्नमस्तिका

मैया मैया मैया मैया

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

धन्य ओ उजानक नगरी

जेतऽ अहाँ विराजी माँ

लोककेँ जखन रहए कोनो दुविधा

माता अहा सँ करए फरियाद

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

पुत्र नवीनक सुनू फरियाद

पुत्र फँसल अछि बीच भँवरमे

ओकरो पार लगाबू माँ

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

पुत्र करै अछि दंड प्रणाम

जँ माता नहि दिखायब पथ

जँ माता नहि विनति सुनब

पुत्र एतै दऽ देत प्राण

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

पुत्र करै अछि प्रणाम

माता जँ अहाँ रुसि जायब

तँ केकरा अपन विनति सुनायब

जँ भेल अछि हमरा सँ गलती

सजा हमरा सुनाबू माँ

पुत्र फँसल अछि बीच भँवरमे

ओकरो पार लगाबू माँ

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

पुत्र करै अछि दंड प्रणाम

जखनो हम आबय छी गाम

माता रहैए अहाँकं ध्यान

माता कोना हेती हमर

हुनका नहि केलौं प्रणाम

जा धरि नहि करी दर्शन





माता लागए जेना छूटल प्राण

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

पुत्र करै अछि प्रणाम

माँ छिन्नमस्ते माँ छिन्नमस्ते

राखि सभपर धियान

मैया मैया हे माँ छिन्नमस्ते

नवीन करै अछि दंड प्रणाम

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

 *गजेन्द्र ठाकुर*

*गजल*

९

छोड़ि कऽ हमरा ई जे ओ जा रहल अछि

हृदैकेँ चीरैत जे सुनगा रहल अछि

नीक लगै छल ओकर बोलक संगोर

जाइए आइ हृदए कना रहल अछि

नै बुझलिऐ ई एते बढ़ल अछि बात

देखल आइ जे ओ भँसिया रहल अछि

हमरासँ कते की माँगै छल रहरहाँ

जे जुमल ओ बिनु लेने जा रहल अछि

ओकर हाक्रोस हमर चुप्पी सुनै छल

बाजब से बिनु सुनने जा रहल अछि

बात तँ छलै जड़िआएल तहिआयल

बीझ काटि बिनु पढ़ने जा रहल अछि

ककरा कहबै ई जे पतिआएत आइ

उपरागो बिनु सुनेने जा रहल अछि

घुरत नै देखैल अपनैती अपन ओ

आँखि शून्य हृदए हहारो देखाबै अछि

के टोकत एको बेर रुकि जाउ कहत

मुँह सीयल सभक शून्य बढ़ल अछि

२

की कहबै, कोना कहबै, जे बुझतै ओ लुझतै ओ

आँखिक नोर खसतै, खन रूसतै-बिहुसतै ओ

दाबी देखेतै आ हम देखबै नुका कऽ अँचरासँ

बहरा जाइ छी घबरा कऽ, नै ताकै ओ ने बाजै ओ

देखितिऐ अँचरासँ, आ बहरा जैतौं दुअरासँ

मोनसँ बेसी उड़ै चिड़ै, चिड़ैक मोन बनतै ओ

बनि माँछ अकुलाइ छी बाझब जालमे कक्खन

जँ फँसि त्राण पाएब आँखि बओने से देखतै ओ

चम्मन फूल भमरा, गुम्म, जब्बर, छै सोझाँ ठाढ़

जलबाह सोझाँ माँछ, ऐरावत बनल, देखै ओ





३

ओङठल आँखि ताकैए कहू की करी

नै बुझलौं तमसाइए कहू की करी

ज्ञानी बनै लेल जाइए देश छोड़ने

ई मोन जे पथराइए कहू की करी

धानी रंगक आगि पियासल किए छै

धाना निश्छल हिलोरैए कहू की करी

धान छै खखरी बनल अहिठाम आ

धानी आगि जे लहकैए कहू की करी

आगिक संगी पानि अजगुत देखल

धौरबी बनल सोचैए कहू की करी

ऐरावत धोधराह धुधुनमुहाँ नै

जरि फाहा बनि बजैए कहू की करी

४

मिरदङियाक तरंग भँसियाइए अङेजब कोना

सुनि मोन घुरमाइए अकुलाइए अङेजब कोना

आँखिक नोर झरलै बनलै अजस्त्र धार झझाइए

पियासल छी ठाढ़, जी हदबदाइए अङेजब कोना

सगुन बान्हसँ बान्हल ऐ मोनक उछाही बिच

ठाढ़ सगुनियाँ बनल उसरगाइए अङेजब कोना

हरसट्ठे अपने अपन चेन्हासी मेटा लेलक आइ

मुरुत हरपटाहि बनेने जाइए अङेजब कोना

छरछर बहल छै धार मोनक, देखू चलल अछि

धेने बनल बाट उधोरनि बनैए अङेजब कोना

उड़ैए चिड़ै आ बहैए अनेरे ऐ नील अकाश बिच

ऐरावत-मन जखन उधियाइए अङेजब कोना

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जवाहर लाल कश्यप (१९८१- ), पिता श्री- हेमनारायण मिश्र , गाम फुलकाही- दरभंगा।

परदेसक ओर

लाल साडी के कारी कोर

पोछने रही

काजर लागल ऑखिक नोर

देखने रही

ऑखि डबडबायल नोर स भरल

जेना पुछि रहल

पिया कहिया आयब

बीतत कोना जारक राति-दिन

खेलब कोना होली अहाँ बिन

बसन्त अहाँ बिन नीक नहि लागत

सावनक झडी देह मे आगि लगायत

दिन बितनाइ पहाड भेल पिया

साल अहाँ बिन कोन बितायब

कनियाँ के नोर देखि

ह्रिदय फाटि गेल

पैर थम्हि गेल

मुदा

सत्यक धरातल छल किछु कठोर

पैर बढैत गेल परदेसक ओर

परदेसक ओर ................

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१.ज्योति सुनीत चौधरी २.श्वेता झा (सिंगापुर)

३.गुंजन कर्ण 

१.

ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह 'अर्चिस्' प्रकाशित।

३.गुंजन कर्ण  राँटी मधुबनी, सम्प्रति यू.के.मे रहै छथि। www.madhubaniarts.co.uk पर हुनकर कलाकृति देखि सकै छी।

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते


विनीत उत्पल

**गुटू रानी**

गुटू रानी, गुटू रानी, गुटू रानी

पी लिअ नारियल पानी

आबैत होयत अहांक नानी

गुटू रानी, गुटू रानी, गुटू रानी

नै कानी, नै कानी, नै कानी

चाकलेट खायब, खायब नेमनचूस





मामा अछि अहां कऽ कंजूस

गुटिया पियत खाली जूस

गुट्टू रानी, गुट्टू रानी, गुट्टू रानी

नै कानी, नै कानी, नै कानी

पढए लिखय मे मन न लागए

खेलय-धूपय मे सभसँ आगए

दादा-दादी के आंखिक तारा
गुट्टू रानी, गुट्टू रानी, गुट्टू रानी

नै कानी, नै कानी, नै कानी

कियो बजै तँ कसि कऽ कानी
मम्मी, मम्मी, गरजे मम्मी
कियो नै सुनए ओकर बानी

गुटू रानी, गुटू रानी, गुटू रानी

नै कानी, नै कानी, नै कानी

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरु॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋृषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकें नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए

राजन्यः-राजा

शुरेँऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।



8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH



Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili

Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**१.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली**

***१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक** लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण ''र् ह''जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ ''र् ह''क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे ''व''क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु ''य''क उच्चारण ''ज''जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।
ए आ ''य''क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि,

अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:
(क) क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमे सँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (' / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-
पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।
अपूर्ण रूप : पढ़' गेलाह, क' लेल, उठ' पड़तौक।
पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।
(ख) पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-
पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।
अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।
(ग) स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-
पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।
अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।
(घ) वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-
पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।
अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ) क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।
अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च) क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।
अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.*ध्वनि स्थानान्तरण* : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटि कऽ दोसर ठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु (माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्द सभमे ई निअम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.*हलन्त()क प्रयोग* : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना मैथिलीमे आएल (तत्सम) शब्द सभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषा सम्बन्धी निअम अनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरण सम्बन्धी प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्ष सभकेँ समेटि कऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनीकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽबला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषी पर्यन्तकेँ आन

भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़ि रहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषता सभ कुण्ठित नहि होइक, ताहू दिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन अवस्था किन्नहु ने आबऽ देबाक चाही जे भाषाक विशेषता छाँहमे पडि जाए। -(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

*१.२. मैथिली अकादमी, पटना द्वारा निर्धारित मैथिली लेखन-शैली*

१. जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-

**ग्राह्य**

एखन
ठाम
जकर, तकर
तनिकर
अछि

**अग्राह्य**

अखन, अखनि, एखेन, अखनी
ठिमा, ठिना, ठमा
जेकर, तेकर
तिनकर। (वैकल्पिक रूपेँ ग्राह्य)
ऐछ, अहि, ए।

२. निम्नलिखित तीन प्रकारक रूप वैकल्पिकतया अपनाओल जाय: भऽ गेल, भय गेल वा भए गेल। जा रहल अछि, जाय रहल अछि, जाए रहल अछि। कर' गेलाह, वा करय गेलाह वा करए गेलाह।

३. प्राचीन मैथिलीक 'न्ह' ध्वनिक स्थानमे 'न' लिखल जाय सकैत अछि यथा कहलनि वा कहलन्हि।

४. 'ऐ' तथा 'औ' ततय लिखल जाय जत' स्पष्टतः 'अइ' तथा 'अउ' सदृश उच्चारण इष्ट हो। यथा- देखैत, छलैक, बौआ, छौक इत्यादि।

५. मैथिलीक निम्नलिखित शब्द एहि रूपे प्रयुक्त होयत: जैह, सैह, इएह, ओऐह, लैह तथा दैह।

६. ह्रस्व इकारांत शब्दमे 'इ' के लुप्त करब सामान्यतः अग्राह्य थिक। यथा- ग्राह्य देखि आबह, मालिनि गेलि (मनुष्य मात्रमे)।

७. स्वतंत्र ह्रस्व 'ए' वा 'य' प्राचीन मैथिलीक उद्धरण आदिमे तँ यथावत राखल जाय, किंतु आधुनिक प्रयोगमे वैकल्पिक रूपेँ 'ए' वा 'य' लिखल जाय। यथा:- कयल वा कएल, अयलाह वा अएलाह, जाय वा जाए इत्यादि।

८. उच्चारणमे दू स्वरक बीच जे 'य' ध्वनि स्वतः आबि जाइत अछि तकरा लेखमे स्थान वैकल्पिक रूपेँ देल जाय। यथा- धीआ, अढ़ैआ, विआह, वा धीया, अढ़ैया, बियाह।

९. सानुनासिक स्वतंत्र स्वरक स्थान यथासंभव 'ञ' लिखल जाय वा सानुनासिक

स्वर। यथा:- मैञा, कनिञा, किरतनिञा वा मैआँ, कनिआँ, किरतनिआँ।

१०. कारकक विभक्तिक निम्नलिखित रूप ग्राह्य:- हाथकेँ, हाथसँ, हाथेँ, हाथक, हाथमे। 'मे' मे अनुस्वार सर्वथा त्याज्य थिक। 'क' क वैकल्पिक रूप 'केर' राखल जा सकैत अछि।

११. पूर्वकालिक क्रियापदक बाद 'कय' वा 'कए' अव्यय वैकल्पिक रूपेँ लगाओल जा सकैत अछि। यथा:- देखि कय वा देखि कए।

१२. माँग, भाँग आदिक स्थानमे माङ, भाङ इत्यादि लिखल जाय।

१३. अर्द्ध 'न' ओ अर्द्ध 'म' क बदला अनुसार नहि लिखल जाय, किंतु छापाक सुविधार्थ अर्द्ध 'ङ' , 'ञ', तथा 'ण' क बदला अनुस्वारो लिखल जा सकैत अछि। यथा:- अङ्क, वा अंक, अञ्चल वा अंचल, कण्ठ वा कंठ।

१४. हलंत चिह्न निअमतः लगाओल जाय, किंतु विभक्तिक संग अकारांत प्रयोग कएल जाय। यथा:- श्रीमान्, किंतु श्रीमानक।

१५. सभ एकल कारक चिह्न शब्दमे सटा क' लिखल जाय, हटा क' नहि, संयुक्त विभक्तिक हेतु फराक लिखल जाय, यथा घर परक।

१६. अनुनासिककेँ चन्द्रबिन्दु द्वारा व्यक्त कयल जाय। परंतु मुद्रणक सुविधार्थ हि समान जटिल मात्रापर अनुस्वारक प्रयोग चन्द्रबिन्दुक बदला कयल जा सकैत अछि। यथा- हिँ केर बदला हिं।

१७. पूर्ण विराम पासीसँ ( । ) सूचित कयल जाय।

१८. समस्त पद सटा क' लिखल जाय, वा हाइफेनसँ जोड़ि क' , हटा क' नहि।

१९. लिअ तथा दिअ शब्दमे बिकारी (ऽ) नहि लगाओल जाय।

२०. अंक देवनागरी रूपमे राखल जाय।

२१.किछु ध्वनिक लेल नवीन चिन्ह बनबाओल जाय। जा' ई नहि बनल अछि ताबत एहि दुनू ध्वनिक बदला पूर्ववत् अय/ आय/ अए/ आए/ आओ/ अओ लिखल जाय। आकि ऎ वा ऒ सँ व्यक्त कएल जाय।

ह./- गोविन्द झा ११/८/७६ श्रीकान्त ठाकुर ११/८/७६ सुरेन्द्र झा "सुमन" ११/०८/७६

***२. मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम***

***२.१. उच्चारण निर्देश:*** *(बोल्ड कएल रूप ग्राह्य):-*

*दन्त न क उच्चारणमे दाँतमे जीह सटत- जेना बाजू नाम , मुदा ण क उच्चारणमे जीह मूर्धामे सटत (नै सटैए तँ उच्चारण दोष अछि)- जेना बाजू गणेश। तालव्य* ***श****मे जीह तालुसँ ,* ***ष****मे मूर्धासँ आ दन्त* ***स****मे दाँतसँ सटत। निशाँ, सभ आ शोषण बाजि कऽ देखू। मैथिलीमे* ***ष*** *कें वैदिक संस्कृत जकाँ* ***ख*** *सेहो उच्चरित कएल जाइत अछि, जेना वर्षा, दोष। य अनेको स्थानपर ज जकाँ उच्चरित होइत अछि आ ण ड़ जकाँ (यथा संयोग आ गणेश* ***संजोग*** *आ* ***गड़ेस*** *उच्चरित होइत अछि)। मैथिलीमे व क उच्चारण ब, श क उच्चारण स आ य क उच्चारण ज सेहो होइत अछि।*

